हमरा जोरसँ हँसी लागि गेल । माएक लगमे ओकर बेटा रहैक एहिसँ नीकबात आओर की भए सकैत छैक? मुदा जीवन मात्र भावनासँ नहि चलि सकैत छैक । गाममे आबछैहे की? ककरा लए कए रहत ? मुदा दिल्ली जेबाक हेतु माए तैयार नहि होथि । ई समस्याक समाधान नहि भए रहल छल ।

हम अपन माए-बापक असगर संतान छलहुँ । जे करक छल से हमरे । ककरोपर टारि नहि सकैत छलहुँ। माए तँ माए होइत अछि । जखन बहुतबेर बहुत आग्रह केलिऐक तँ ओ मानि गेल । फेर बिचार केलहुँ जे गाममे जे किछु जमीन बाँचल अछि से जौँ बिका जाइत तँ दिल्लीमे छोटोछीन घर लए लितहुँ जाहिसँ मासिक किराया देबएसँ पिंड छुटिजाइत ।

ककरो-ककरोसँ एहि विषयमे गप्प केलिऐक । एकाधगोटे कनीमनी बातो केलाह । मुदा गाम तँ गामे होइत अछि। केना-ने-केना हमर कक्का कँ ई बात पता लगलनि । ओ दौड़ले हमरा दलानपर अएलाह आ चिकरि-चिकरि कहए लगलाह-"हमर बाप-पितामहक चीज दोसर कीनत। भए नहि सकैत अछि । हम आइए,एहीठाम मटिआतेल ढ़ारि कए मरि जाएब ।औ बाबू! आब की होएत ? हमर माए बाहर अएलीह -"अहाँकँ ई बातसभके कहलक अछि? एकर कोनो चर्चो नहि छैक। अपन कान देखब कि कौवाके खिहारब ।'

"से सभ हम नहि जानी । एक तँ आब अहाँक हिस्सा बाँचले कहाँ अछि?आ जौँ हेबो करत से पहिने हमर होएत कि गौँआक? अहीं कहू?''

एकटा दोसरे झंझट शुरु भए गेल । हम ओहि समय घरमे नहि रही । कनीकालक बाद अएलहुँ तँ माए सभटा बात कहलक। आब की कएल जाए? मोने-मोन ई सबाल घुमए लागल।

गामक बात बुझि गेलिऐक । एहिठामसँ किछु निकालब मोसकिल काज थिक । दोसरदिन भोरे बिना ककरो किछु कहने माएकँ संग केलहुँ आ अन्हरौके रिक्साँ दरभंगाबिदा भए गेलहुँ। दरभंगासँ बिहार संपर्क क्रांतिमे आरक्षण छल । दुनूगोटे समयसँ अपन जगहपर बैसि गेलहुँ ।माएक मोन बहुत उदास छलैक । ओ दिन मोन पड़ि रहल छल जहिआ हमरा माए पहिलबेर दिल्ली बिदा केने रहए ।आइ हम ओकरो लए कए दिल्ली जा रहल छी। तथापि ओ उदास अछि । अपन लोकवेद,गाम-घर छुटबाक कष्ट ओकरा बौक बना देने रहैक । किछु बाजि नहि रहल छलि । ताबे रेल सीटी मारलकैक । प्लेटफार्मपरसँ ट्रेन सड़कि रहल छल । माए चुपचाप अपन नोर पोछि रहल छलि ।

जहिना -जहिना ट्रेनक पहिआघुमिरहल छल तहिना-तहिना माएक मोन दुखी होइत गेल। ककरा की कहितिऐक ? गप्प-सप्पमे ओकराओझरेबाक प्रयास करैत रहलहुँ । मुदा ओ गप्पो गामे घरक करैक? बातो सही

छैक । भरि जिनगी गाममे रहलैक ,गप्प कथीक करतैक? ट्रेन सिमरिआसँ गुजरि रहल छल। माएकँ से कहलिऐक ।ओ मोनहि मोन गंगाकँ प्रणाम केलक आ एकटा सिक्का जोरसँ गंगामे फेकि देलक । ट्रेन आगा ससरि गेल ।ट्रेनक पहिआ गुड़कैत गेल । हमसभ आगा बढ़ैत रहलहुँ ।

पहिलबेर दिल्ली जाइतकाल ट्रेनमे बिना आरक्षणकँ पैसि गेल रही । तकर दुखद अनुभव अखनो मोन पड़ैत रहैत छल । ट्रेनमे यात्रीसँ बेसी हेम- छेमक फल सेहो भोगने रही । मालतीक प्रति व्यर्थ सहानुभूतिक कारण कतेको परेसानीमे पड़ि गेल रही । तँ एहिबेर अपनाभरि बहुतसतर्क रही । टिकट आरक्षण करओने रही। ककरोसँ गप्प-सप्प नहि करी । मुदा ताहिसँ की होएत? रेल तँ रेल थिक । कनीके कालमे एकटा नेताजी अपन सिपहसलारक संग आरक्षित डिब्बामे पैसि गेलाह । निरंतरपान चबा रहल छलाह तँ किछु बाजल नहि होनि । सभटा काज चेला-चपाटीसभ करथि। बेस मोट-सोट छलाह । हुनकालेल नीचका शायिका चाही। जेनातेनाक एकटा यात्रीकँ मनाओल गेल आ नेताजी निचुका शायिकापर बैसलाह । चेला-चपाटीसभ पानि अनलक,चाह अनलक ,तरह-तरहसँ हुनकर सेवा करए लागल । ककरो सीट नहि रहैक । तँ दोसर यात्रीसभक जगह धकिअओने जा रहल छल । के बाजत आ के सुनत? सभ किछुकबाद नेताजी सुतबाक दबाइ खेलथि आ शायिकापर पसरि गेलाह ।

नेताजीक मुँहमे थूकभरि गेल छल । ओ पच दए पीक फेकलाह । डिब्बामे त्रहिमाम मचि गेल ।सभटा थूक एकटा बूढ यात्रीक माथपर जा कए खसल । तकरबाद जे भेल से की कहू ?चारूकातसँ ओकर लोकबेद नेताजीकँ गरिआबएलागल । ओकर चेला-चपाटीसभ फोंफ काटि रहल छल । जाबे-जाबे किओ किछु बुझितए सभ नेताजीकँ धै मारलक। नेताजी बाप-बाप कए रहल छलाह । उपरका शायिकापर फोंफ काटि रहल हुनकर चेलासभक निन्न टुटलैक । मुदा ताबे तँ नेताजीक सभगति भए गेल छल । चलैत ट्रेनमे एहन घटना नहि देखने छलहुँ । बहुत मोसकिलसँ मामला सम्हरल । दोसर दिन दूपहरमे ट्रेन दिल्ली टीसन पर पहुँचल ।दिल्ली टीसन पर नेताजीक चेलाचपाटीसभ ओहि बुढ़बा आ ओकर लोकवेदसभकँ घेरि लेलक आ गारि-मारि करए लागल। हम माएकँ लेने कहुनाकए जान बचा कए ओतएसँ घसकि गेलहुँ ।

*रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम : स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम : स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस : ६६ बर्ख, पैतृक ग्राम : अड़ेर डीह, मातृक : सिन्घिआ ड़योढ़ी, वृति : भारत सरकारक उप सचिव (सेवा निवृत्त)/ स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवा निवृत्त), शिक्षा : चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक*
*प्रकाशित कृति : मैथिलीमे:-*

*१. 'भोरसँ साँझ धरि' (आत्म कथा), २. 'प्रसंगवश' (निवंध), ३. 'स्वर्ग एतहि अछि' (यात्रा प्रसंग), ४. 'फसाद' (कथा संग्रह) ५. 'नमस्तस्यै' (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध ) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास)९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास)१२.स्वप्नलोक(उपन्यास)१३.शंखनाद(उपन्यास)१४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)*

*In English:-*
*1.The Lost House (Collection of short stories), 2.Life is an art*
*हिन्दी में ___*
*१.न्याय की गुहार(उपन्यास)*
*(उपरोक्त पोथीसभ pothi.com, amazon.com आओर www.flipkart.com पर सँ कीनल जा सकैत अछि)*
*इमेल : mishrarn@gmail.com ब्लोग : mishrarn.blogspot.com*
*एमजोनक लेखक पृष्ठ : amazon.com/author/rnmishra*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**डॉ. अर्पणा**

**नारी शब्दक लेल किछु प्रमुख शब्दक विवेचना**

नारी- नारी शब्द नृ अथवा नरसँ बनल अछि। (नृ+अस+दीप= नारी। यास्क नारीकेँ 'नृतू'सँ मानलनि अछि। एहि विशेषणक आधारपर स्त्रीकेँ नारी कहल गेल अछि, मुदा ऋग्वेदमे 'नृ'क प्रयोग वीरताक काज करब दान देब तथा नेतृत्व करबाक अर्थमे भेल अछि आ नर शब्दक प्रयोग सेहो वीर दाता तथा नेताक अर्थमे प्रयुक्त भेल अछि। स्त्रीक नारी नाम सेहो एहि विशेषताक कारण पड़ल होएत। ब्राह्मण ग्रन्थमे कतहु कतहु 'नारी:'पाठ भेटैत अछि मुदा सायणृक मतसँ नारिक भाव नरक उपकारकसँ अछि।[1]

**वामा-** स्त्री सौन्दर्यताक कारणेँ वाम कहबैत अछि। 'वयति सौन्दर्यम'। प्रतिकूल बात कहलासँ सेहो 'वामा'कहबैत अछि। जेना- हक बदल। नहीं, वामाक दुर्गनाम सेहो अछि।[2]

**अवला-**'अवला शब्द नारीक शारीरिक संरचनाक ध्यानमे राखि प्रयोग कएल गेल अछि। कारण पुरुष जकाँ स्त्रीमे बल नहि होइत अछि। यद्यपति नारीक मानसिक उड़ानकेँ लोहा वैदिक ऋषि सेहो मानैत छलाह आ ओकरा वशमे करब असाध्य मानैत छलाह।[3]

**सुन्दरी-** सु+उन्द= गिल्लकरब+डीप= सौन्दर्यवती नारी एहि हेतु कहल जाइत अछि जे जकरा देखलासँ मात्र पुरुषक हृदय गिल्ल भऽजाइत अछि। चित्त द्रवित भऽ उठैत अछि अथवा 'सुष्ठानुन्दयति इति नैरुक्ता:।[4]

वस्तुत: 'सुन्दरी'शब्द ऋग्वेदक 'सुनरी'शब्दक विकसित रूप प्रतीत होइत अछि। ऋग्वेदमे उमाक लेल 'सूनरी'शब्दक प्रयोग भेल अछि।[5]'सुनरी'क तात्पर्य-शोभाशाली सुन्दी।



ISSN 2229-547X VIDEHA

**प्रमदा-** प्रमदक भाव होइत अछि हर्षा 'प्रमद समदौ हर्ष च।' अतवएब हर्षित, पुलकित स्वभाव होवाक कारणे सेहो स्त्रीकेँ 'प्रमदा' कहल गेल अछि। अपन हाव-भावसँ पुरुषकेँ उत्तेजित कऽ देब नैसिर्गक विशेषता होएवाक कारणेँ ओ प्रमदा कहवैत अछि।

**ललना-** ई शब्द सेहो स्त्रीक एक मनोवैज्ञानिक पक्षकेँ प्रकट करैत अछि। ओ मान करबाक प्रिय होइत छथि- रूसैत छथि। अतएव मानिनी छथि। मानिनीक एकगोट आरो पक्ष होइत अछि- ओ अछि स्वाभिमान आत्म-सम्मानक भावना। ओकर सौन्दर्य गुण, कार्य आदि कोनोक प्रतिकूल आलोचना ओकरा वाण जकाँ बेध दैत अछि तेँ ओ मानिनी भेल।

**महिला-** पूज्या होएवाक कारणेँ स्त्रीक नाम महिला पड़ल। मह्+इलत+आ= महिला।मह्क अर्थ होइत अछि पूजा। उपर्युक्त शब्दक व्युत्पत्ति नारीक सामान्य स्वरूपक अभिव्यंजना करैत अछि। नारी सम्बन्ध विशेषक द्योतक शब्दक परिचय अधोलिखित अछि-

**दूहिता-** यास्कक अनुसार दुहिता शब्दक व्युत्पत्ति- 'दुहिता दुर्हिती, दूरेहिता'।[6] दुर्गाचार्य एकरा स्पष्ट करैत लिखैत छथि दुहिता कारण ओ जतय कतहु देल जाइत छथि ओकर स्वागत नहि होइत अछि, ओ सर्वत्र दुत्कारल जाइत छथि।[7] अथवा बेटीकेँ दूर चलि गेलापर पिताकेँ चैन भेटैत अछि। यास्क दुहिता शब्दकेँ 'दूह' धातुसँ सेहो बनौलनि अछि आ पिताकेँ प्रसन्न कए सदिखन किछु ने किछु धन लैत रहैत छथि तेँ दुहिता भेला। वस्तुत: दुहितृ शब्द दुह्-दुहना धातुसँ बनल अछि, सम्भवत: प्राचीनकालमे कन्या अपन पिताक घर गाय दुहल करैत छलीह। फलत: हुनक नाम दुहिता पड़ल।

**जाया-** स्त्री 'पत्नी' रूपक लेल जाया शब्दक प्रयोग कएल गेल। ऐतरेय ब्रह्मणमे जायाक व्युत्पति एहि प्रकारेँ कयल गेल अछि 'तंज्जया जाया भवति यदस्यां जायते पुन:'। जाया एहि हेतु अछि जे पुरुष स्वयं ओहिमे पुत्रक रूपमे जन्म लैत अछि। ऋग्वेदमे जायाक प्रति अत्यन्त मधुर उद्‌गार व्यक्त कयल गेल अछि।

**माता-** वैयाकरण मातृ शब्दकेँ मान+तृणसँ बनवैत छथि। आ मातृ शब्दक अर्थ 'आदरणीय' अछि। यास्कक मतसँ मातृक भाव 'निर्मातृ' निर्माण करयवाला जननी सेहो अछि। मुदा 'आदि युगसँ लय आइ धरि मानव जकरा असीम श्रद्धा प्रकट करैत अछि आ जाहिसँ अजस्त्र अक्षय स्नेह पबैत रहैत अछि, ओ मात्र जन्मदात्री नहि, ओ एहिसँ बहुत पैघ अछि। ओकर स्थान स्वर्गसँ सेहो उच्च आ गुरुसँ अधिक पूज्य होइत अछि। माय सदैव माय होइत अछि।

वेदमे सेहो नारीक लेल कुलयानी, सम्राज्ञी कल्याणी पुरन्धि, कुलपा आदि शब्दक प्रचुर प्रयोग भेटैत अछि। इन्द्राणी, उषा, अदिति, इला, श्रद्धासिनी, वाली, भारती, पृश्नि, वरूणानि, आख्यानि वाक, दयावा पृथ्वी, राका आदि रूपमे वैदिक संहिताक नारीक दृष्टि पथमे अवतरित होइत छथि। स्त्रीक हेतु एक स्थानपर कहल गेल

अछि। 'शुद्धा:'पूसा योषितो यज्ञिया इमा:'तथा हुनका पुरुषक हेतु अश्व, गायक हेतु शिव होयवाक बात कहल गेल अछि। सहोत्तरंस्म पुरानारी, समनं चावगच्छति'अर्थात् पहिले स्त्री यज्ञ आयुद्धमे जाइत छलीह। हुनक पुत्र शत्रुहण छथि। एक गोट स्थानपर स्त्री कहैत छथि हमरासँ अधिक केओ सौभाग्यशालिनी नहि छथि वैदिक अक्ष सूक्तमे एकगोट जुआरीकेँ ओकर सासु डटैत अछि आ पत्नी रोकैत अछि। वेद कहैत अछि 'अनवया पतिजुष्टेवनारी'अर्थात् सच्चरित्रस्त्री पतिकेँ प्रिय होइत छथि। अर्थवेद कहैत छथि 'जायापत्नेमधुमतीवाचंवदति'।

वेदमे स्त्रीकेँ ब्रह्म सेहो कहल गेल अछि। तेँ वरदा वेदमाताकेँ वेदमे स्तुति कयल गेल अछि। आचार्य प्रियव्रत तेँ सरस्वतीकेँ शिक्षाविभागक मंत्री कहलनि अछि। संहितामे वर्णित नारीक एहि उत्कृष्ट रूपक छाया हमरा सहितेतर वैदिक साहित्य (ब्राह्मण एवं उपनिषद्) मे प्रचुरतासँ उपलब्ध अछि।

ब्राह्मण साहित्यमे पत्नी तथा स्त्री विषयक अनेक सन्दर्भ प्राप्त होइत अछि जाहिसँ नारीलोकनिक गरिमा परिलक्षित होइत अछि। नारीकेँ सावित्रीक संज्ञासँ समलिंगीकृत कयल गेल अछि। स्त्री सावित्री (जैठव्रा., 4/27/17)। गृहपरिवारमे ओकर प्रधानताकेँ स्वीकार कयल गेल अछि। ऐतरेय ब्राह्मण जायाकेँ गाईपत्य अग्निकरुपमे स्वीकार करैत अछि- 'जाया गार्हपत्योग्नि:'। (ए.ब्रा, 8/24) पत्नी पतिक अर्द्धांगिनी मानल गेल अछि।

संहिता एवं ब्राह्मण साहित्यक विपरीत उपनिषदकालीन नारीलोकनिक समुन्नत अवस्थाक परिचय भेटैत अछि।

केनोपनिषद् मे हेमवती उमाक आध्यात्मिक ज्ञान, ब्राह्मवादिनी, वाचकनवी गंर्गी आ मैत्रेयीक वर्णण ओकर आध्यात्मिक ज्ञानक पराकाष्ठाकेँ सन्दर्भशित करैत अछि। मैत्रेयीक ई कथन जे 'येनाहंनामृतास्याम किंकुर्याम्'हुनक ज्ञान पराकाष्ठाक दिग्दर्शन करैत अछि। एहि काल पिता सेहो पंडितापुत्रीक इच्छा करैत छलाह।

उपनिषद् साहित्यमे स्त्रीलोकनिक मातृत्व पक्षकेँ सेहो चित्रित कयल गेल अछि। ऐतरेय उपनिषद् मे गर्भ धारण करयवाली स्त्री व्यावयित्री एवं भावियितव्या कहल गेल अछि। एहिकालमे स्त्रीकेँ यद्यपि छायाधिकारक स्पष्ट रूपसँ वर्णन नहि कयल गेल अछि, मुदा वृहदारण्यक उपनिषद् मे सन्यास गमन करैत याज्ञवल्कय द्वारा अपन भार्याकेँ वित्त विवरण करब हुनक पतिक सम्पतिमे अधिकार होयवाक प्रमाण प्रस्तुत करैत अछि। स्वैनिणी नारीक उदाहरण हमरा छन्दोग्यमे (4/42/2) देखल जाइत अछि।

सूत्र साहित्यकेँ अवलोकन कयला पर एहि युगमे स्त्री लोकनिक स्थान प्रत्येक दृष्टिसँ समुन्नत अवस्थाकेँ प्राप्त दृष्टिगत होइत अछि। आ विद्या सम्पन्न होइत छलीह तथा विद्यालयमे उपाध्याय। आ

आचार्यहुपर प्रतिष्ठित होइत छलीह। मैत्रेयी, बहवा, प्राचितेयी, गार्गी, वाचकनवी, सुलभा आदि ऋषिकाकेँ रूपमे उल्लिखित छथि। गोभिल गृहसूत्रमे स्त्रीलोकनिक उपनयन संस्कारक सेहो निर्देश अछि (2/1/19)

एतएव सूत्रकालमे स्त्री शिक्षा सुव्यवस्थित रूपमे छल।■

सम्पर्क-

बालूघाट, बॉँध रोड, मुजफ्फरपुर

---

[1]आचार्य सुरेन्द्र झा 'सुमन' कविनवतिका, मैथिली मन्दिर, राजकुमारगंज, दरंभंगा, 1984

[2]कर्णामृत (जुलाई-सितम्बर, स्मृति विशेषांक), 2000, कोलकाता

[3]सम्पादक विजयनाथ ठाकुर, जयन्ती, पृ- 131, चेतना समिति, पटना, नवम्बर- 2004

[4]तत्रैव

[5]लालदास- रमेश्वर चरित मिथिला रामायण (बालकाण्ड), पृ- 4, पंचायत प्रेस, लहेरियासराय, दरभंगा, सम्वत 2011

[6]लालदास, रमेश्वर चरित मिथिला रामायण (पुष्करकाण्ड), पृ- 437, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली, 1999

[7]डॉ. मुरलीधर झा- चन्दा झा ओ लालदास रामायण तुलनात्मक अध्ययन, पृ- 174, मिथिला रिसर्च सोसाइटी, लहेरियासराय, दरभंगा, 2006

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

**दीपा झा**

**मैथिली आर बाल साहित्य**

आइ संसार मे बहुत क्षेत्र मे स्थानीय क्षेत्र मे स्थानीय भाषा क अस्तित्व संकट मे छै। मैथिली भाषा अक्खन ओ ई स्थिति सऽ दूर छै मुदा संकट त छै ये। अनियंत्रित प्रवास आर प्रवासी जन द्वारा अपन मातृभाषा के अनायास त्याग देनाइ सबसॅ प्रमुख कारण दर्शायल जाइछ। किन्तु ई एकटा मुख्या समस्या के सरलीकरण केनाइ छै। वस्तुतः एक्कर कार्रण छै सशक्त एवं मनोरम बाल साहित्य क आभाव। जं नेन्रा- भुटका सभ कें रंग -बिरंगक कहानी किताब उपलब्ध कराओल जाए आर भिन्न प्रान्त ,देस आर जाति किस्सा स पटल जन साहित्य सहजता सऽ भेटै त भाषा स्वतः ब्यबहार मे रहतइ। जौँ लोक गीत ,कबिता , प्रसिद्द फकरा सभ कहानी क रूप मे उपलब्ध रहतइ तऽ बड सरलता से मोन रहतइ आर दोसरो भाषा क बच्चा सभ संगे साझा कएल जेतइ आर एक टा धार जकाँ बहैत रहतै।

ऐ क्षेत्र मे बहुत शीघ्रता सऽ आर गंभीरता सऽ काज के आवश्यकता छै।

*नीतू कुमारी- मैथिली चित्रकथा*

*प्रीति ठाकुर-विद्यापतिक पुरुष परीक्षा*

*प्रीति ठाकुर-मिथिलाक लोकदेवता*

*प्रीति ठाकुर-गोनू झा आ आन मैथिली चित्रकथा*
*प्रीति ठाकुर-मैथिली चित्रकथा*

*देवांशु वत्स- नताशा*

मैथिलीक ढेर रास बाल साहित्य आ आन साहित्य, संगे मिथिला आ मैथिलीपर मैथिली आ अंग्रेजीमे ढेर रास पोथी फ्री डाउनलोड लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि।

http://videha.co.in/new_page_15.htm

https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**योगेन्द्र पाठक वियोगी**

**नरक विजय**

(एहि नाटकक एक संस्करण हमर पोथी 'त्रिनाटकम्' मे छपि गेल अछि। ओहि मे दृश्यक संख्या बहुत बेसी रहला सँ किछु निर्देशक लोकनि एकर मंचन पर प्रश्न चिन्ह लगौलनि। ओहि आलोचना कें ध्यान मे रखैत एकरा परिवर्धित कएल गेल। एकर बंगला अनुवाद श्री नवीन चौधरी केलनि अछि।- नाटककार)

**पात्र परिचय**

**मानव पात्र** – रमेश, सुरेश, अनुपम अमित (वैज्ञानिक)

**पौराणिक पात्र** – ब्रह्मा, विष्णु, महेश, नारद, यमराज, चित्रगुप्त, दू यमदूत

**अंक 1**

**दृश्य 1**

***पर्दा उठबा सँ पहिने नेपथ्य मे घोषणा होइत अछि --***

आजुक टटका खबरि सुनू। दुर्दान्त बाहुबली रमेश आ सुरेश अपन शीर्ष राजनीतिक संरक्षक लोकनि कें जलसा मे बजाए बड़ी राति तक नाच गान भेलाक बाद बेहोसीक अवस्था मे पाँच गोटेक दनादन हत्या कऽ देलनि। तकर बाद कृत्रिम बुद्धि आ साइबोर्गक क्षेत्र मे अन्तर्राष्ट्रीय ख्यातिप्राप्त वैज्ञानिक अनुपम अमितक अपहरण सेहो केलनि।

***पर्दा उठैत अछि। बीच मे उपर टाँगल अछि एकटा डिजिटल डिस्प्ले बोर्ड, जे एखन स्विच-ऑफ अछि। मंच पर एक कोन मे टेबुल पर कम्प्यूटर, इलेक्ट्रॉनिक यंत्र, किछु Do-It-Yourself***



ISSN 2229-547X VIDEHA

*(DIY) किट, किछु तार, सोल्जरिंग आयरन, अन्य उपकरण आदि अस्त व्यस्त दशा मे राखल। दोसर कोन मे टेबुल पर अनेको शास्त्र पुराणक मोट मोट पोथी सब सजाओल। मंचक बीच मे कने आगू दिश तीनटा कुर्सी राखल। कुर्सीक सामने छोट टेबुल पर जलक बोतल आ गिलास। बीच बीच मे नेपथ्य मे जंगली जानवर सबके शब्द सुनाइ पड़ैत अछि।*

*वैज्ञानिक अनुपम स्लीपिंग सूट पहिरने छथि। वयस साठिक धक। चेहरा पर औंघाएल आ थाकल हेबाक भाव। हुनका बन्हने रमेश आ सुरेशक प्रवेश। रमेश आ सुरेश दूनू प्रायः पचास-पचपनक वयस, बेस गठल शरीर, खाकी ड्रेस, मुह गमछा सँ झाँपल, दूनूक हाथ मे पिस्तौल छनि। प्रकाश वैज्ञानिकक चेहरा पर फोकस रहैत अछि आ जेना जेना ओ मंच पर आगू अबैत छथि, तेना तेना हुनका संग चलैत अछि। मंचक बीच पहुँचला पर पूरा मंच प्रकाशित होइत अछि। रमेश हुनकर बन्हन खोलैत छथि। सुरेश हुनका एक गिलास जल पीबै लेल दैत छनि। दूनू अपन मुहक गमछा खोलैत छथि)*

**वैज्ञानिक** *(जल पीबि, घबराएल)* हमरा किएक अपहरण केलहुँ ?

**सुरेश** *(कुर्सी दिस इसारा करैत)* पहिने आसन ग्रहण कएल जाओ सर। *(एक एक कए तीनू गोटे बैसैत छथि, दूनू बाहुबली अपन पिस्तौल टेबुल पर रखैत छथि।)*

**रमेश** घबरेबाक कोनो बात नहि सर, अपने आराम सँ बैसियौ।
अहाँ सँ ने कोनो फिरौती लेब आ ने कोनो तरहक कष्ट देब। अहाँ तऽ हमरा सबहक पूज्य छी आ देशक गौरव। अहाँक सुरक्षा हमरो सब लेल बहुत जरूरी अछि। किछु गप सप केलाक बाद अहाँ कें एखनहि आपस पहुँचा देब।

*नेपथ्य मे जंगली जानवर सबके शब्द सुनाइ पड़ैत अछि। वैज्ञानिक अकानैत छथि।*

**वैज्ञानिक** हम सब जंगल मे छी की ?

**सुरेश** जी सर,
एतए एकान्त मे अहाँ कें लऽ अनलहुँ मात्र अपन प्रोजेक्ट बुझबै लेल। हमरा सबहक प्रसिद्धिए तेहन भऽ गेल अछि जे अहाँक ऑफिस मे जाकए विजिटिंग कार्ड देखा कए गप नहि ने कऽ सकैत छलहुँ। तें अपहरणक नाटक करए पड़ल।

**वैज्ञानिक** *(चेहरा पर शांत भाव अनैत)* एतए अहाँ सब कें पुलिसक डर नहि अछि ? एतेक पैघ कांड भेला पर पुलिस अहाँ सब कें चारू कात तकिते होएत ने।

**रमेश** चिन्ता नहि सर। पुलिसकें रस्ते देखल नहि छैक आ यदि रस्ता भेटियो जेतैक तऽ आएल नहिए पार लगतै।

**सुरेश** रस्ता पर पैघ गड्ढा बनाओल छैक जे हरदम पानि सँ भरल रहैत छैक। हम सब जखन आबऽ लगैत छी तऽ मोबाइल के रिमोट कन्ट्रोल द्वारा पानि उपछै लेल पम्प चला दैत छिऐक। आबि गेला पर फेर ओहि मे पानि भरि जाइत छैक। बहुत सुरक्षित छैक ई जगह सर।

**रमेश** एकटा बात आर छैक सर जे अपने कें हमरा सबहिक विषय मे आश्वस्त करत।

**सुरेश** पुलिस हमरा सब कें जीवित अवस्था मे कहियो नहि पकड़ि सकत। यदि कोनो असावधानी सँ कहियो घेराइयो जाएब तऽ पुलिस कें मृत शरीरे भेटतैक।

**वैज्ञानिक** ठीक छैक, जल्दी अपन योजना कहल जाओ।

**रमेश** देखियौ

सर, एतेक दिनक अपराध यात्रा मे हम सब बहुत पाप केलहुँ। एतेक तरहक पाप जकर वर्णन शास्त्र पुराण मे भेटबो नहि करत।

**सुरेश** हम सब एहि बीच शास्त्र पुराण सबके अध्ययन सेहो केलहुँ, मृत्यु उपरान्त स्वर्ग नरक भोगक जानकारी सेहो लेलहुँ। देखियौ ओ पोथी सब *(कोन दिस इंगित करैत छथि)*

**वैज्ञानिक** *(कने मुस्किआइत)* अच्छा !

**रमेश** आइ हमरा दूनूक आत्मा कें अपूर्व शान्ति भेटि रहल अछि जे ओहि पाँचो

पपियाहा दुष्टात्मा सब कें यमलोक पहुँचा देलियैक। एही दुष्ट राजनेता लोकनिक कारण हम सब अपराधक संसार मे घुसिया गेलहुँ। हमरा सबके आपराधिक जीवन एतहि शेष होइत अछि।

**वैज्ञानिक** किन्तु अहाँक अपन कएल पापक दंड तऽ अहीं सब भोगबै। राजनेता सबके हत्या सेहो एहि पापक कड़ी मे जोड़ा गेल ने।

**सुरेश** पापक प्रायश्चित्त करबाक लेल हम दूनू किछु अभिनव तरीका सोचने छी। एहि शरीरें तऽ अपराध छोड़ियो देला पर समाज हमरा दूनू कें स्वीकार नहिए करत। आ फेर कानूनी प्रक्रिया सेहो छैक।

**रमेश** ओही प्रोजेक्टक लेल अपने सँ विमर्श करबाक अछि।

**सुरेश** आब हम सब एक विशेष अभियान पर जाए चाहैत छी। एहि लेल हम सब अपना संग किछु चीज लऽ जाए चाहैत छी जे एतुका वैज्ञानिक आविष्कारक अभिनव नमूना होइक। ओही लेल अहाँक मदति चाही। हमर ई लिस्ट देखि लेल जाओ सर। ***(एकटा कागतक टुकड़ी हुनका दैत छथि)***

**वैज्ञानिक** ***(लिस्टक अध्ययन करैत)*** समय आ खर्च दूनू बेस लागत।

**रमेश** ओकर चिन्ता नहि। एकटा आर अनुरोध अछि, एकरा देखियौ सर ***(दोसर कागत बढ़बैत छथि।)***

**वैज्ञानिक** मुदा अहाँ सब बुतें कोना पार लागत ?

**सुरेश** हम फीजिक्स मे एम.एस-सी. छी आ हमर सहयोगी इलेक्ट्रॉनिक्स इंजीनियर छथि। ई तऽ नियतिक दुश्चक्र जे हम दूनू अपराध जगत मे आबि गेलहुँ। नहि तऽ कोन ठेकान आइ अहींक प्रयोगशाला मे सहायक भेल काज करैत रहितहुँ।

**रमेश** समय निकालि हम सब अहाँक टीम द्वारा कएल जा रहल वैज्ञानिक अनुसंधान आ आविष्कारक जानकारी सेहो लैत रहलहुँ। इलेक्ट्रॉनिक्स आ कम्प्यूटर सम्बन्धी लूरि बिसरी नहि ताहि लेल किछु किछु करैत रहलियैक ***(टेबुल दिस इंगित करैत छथि)***

**वैज्ञानिक** ठीक छैक, हम अहाँ सबहक अभियान मे मदति करबाक सक्क भरि कोशिश करब। आर किछु ?

**सुरेश** नहि, खाली अहाँ सँ फेर कोना सम्पर्क करी से बता दिअऽ।

**वैज्ञानिक** बेस, ई लिअऽ हमर विशेष कोड। ***(एकटा कागत पर किछु लीखि कए दैत छथि)*** एहि द्वारा ब्रह्मांडक कोनो जगह सँ स्मार्टफोन सँ एकरा डायल कऽ सकैत छिऐक मुदा ध्यान राखब ई अनका हाथ नहि पड़ैक कारण ई गुप्त कोड छिऐक, एहि पर फोन टैपिंग लागू नहि छैक। अहाँ दूनू हमरा फोटो लेबऽ दिअऽ, जे हम परिचय लेल अपना सिस्टम मे देबैक। परिचय नहि भेटला पर सिस्टम कॉल स्वीकारे नहि करत।

**रमेश** एहि वेशभूषा मे फोटो जुनि लेल जाओ सर। हम दूनू अपन परिचय आ फोटो कालि अपनेक प्रयोगशाला मे पठबा देब।

**वैज्ञानिक** ठीक छैक। फोटो एलाक बादे हम किछु काज आगू बढ़ा सकब। एतेक ध्यान राखू जे हमरा प्रयोगशाला मे एके बेर प्रवेश कऽ सकब आ तकर बाद बाहरी संसार सँ कोनो सम्पर्क नहि रहत। मोबाइल आदि हम रखबा लेब। काज शेष भेलाक बादे बहरा सकब। मंजूर अछि ?

**दूनू समवेत** एकदम मंजूर।

**वैज्ञानिक** दू सप्ताहक समय दिअऽ।

**सुरेश** बेस, आब चलू, अहाँ कें आपस पहुँचा दैत छी। ***(जाइत काल दूनू गोटे वैज्ञानिक कें पएर छूबि प्रणाम करैत अछि)।***

***(वैज्ञानिक आगू आगू आ रमेश, सुरेश हुनकर पाछू पाछू मंच सँ प्रस्थान, प्रकाश बंद। नेपथ्य मे दू गोटेक स्वर मे घोषणा)***

**एक** एखने खबरि आएल अछि जे वैज्ञानिक अनुपम आपस आबि गेलाह। ओ प्रेस वार्ता मे घोषित केलनि जे हुनकर अपहरणक घटना पुलिसक कल्पना छलैक। नेता सबहक हत्या सँ घबराएल पुलिस बिना किछु बुझने एहि तरहक प्रचार केलक। राति मे हुनका किछु अभिनव आइडिया आएल छलनि तकरे मंथन करबाक लेल ओ कने सबेरे टहलए चल गेल छलाह।

**दू** वैज्ञानिक अनुपमक अभिनव आइडिया पर कार्य करबा लेल दू सप्ताह बाद दूटा अंतरिक्ष वैज्ञानिक औथिन। ओ तीनू प्रायः दू तीन मास प्रयोगशालाक एकान्त मे रहि काज करताह। एहि अवधि मे हुनका संग कोनो तरहक सम्पर्क संभव नहि होएत।

**एक** प्रयोगशालाक सुरक्षा बढ़ा देल गेलैक आ प्रशासनक सर्वोच्च स्तर पर एकर सूचना सेहो पठा देल गेलैक।

**दू** उड़ती खबरि इहो अछि जे दूनू बाहुबली आपराधिक जीवन छोड़ि देलनि। आब शहर मे शांति रहत, से आशा करू।

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

नन्द विलास राय

**स्वाभिमान- बीहनि कथा**

डॉ. पंकजक बेटाक बिआहक काल्हि बहुभोज छल। आइ भोरेसँ सर-कुटुम आ धी-स्वासीन सभ अपन-अपन गामक बाट पकड़लैन। कनियाँक संगे जे लोकनियाँ सभ आएल रहैथ ओहो सभ अपन-अपन फटफटियापर चढ़ि गाम जाइ गेला।

दिनक चारि बजे-बेरुका पहर। डॉ. पंकज अपन पत्नी- अलकासँ कहलखिन-

“कनी नीक कॉफी पिआउ। बड़ थकान बुझाइत अछि।”

कनियेँ कालक बाद अलका दू कप कॉफी नेने पति लग एली। एकटा कप पतिक हाथमे देली आ दोसर कप अपने हाथमे लेली। दुनू पति-पत्नी बैस कऽ कॉफी पीबए लगली। कॉफी पीबैत डॉ. पंकज बजला-

“सभ सर-कुटुम तँ एला मुदा वीणा दैया आ ओकर दुल्हा नै एला। कहू तँ हमरा बेटाक बिआह फेरसँ हएत..!”

तैपर पत्नी अलका कहलकैन-

“वीणा दैयाक बेटीक बिआहमे अहाँ आकि हमहीं गेल रहिऐ जे ओ सभ अबितए।”

डॉ. पंकज बजला-

“हमरा समय नै भेटल तँए नै गेलौं मुदा नौत पुराइ एगारह साए टका तँ पठाइये देने रहिऐ।”

तैपर पत्नी अलका कहलकैन-

“ओहो सभ अहाँक बेटाक बिआहमे बाइस साए टका पठा देलखुन हेन। की बुझै छिऐ ओ सभ गरीब अछि तँ दौड़ले औत। यौ सभकेँ अपन स्वाभिमान छइ।”

तैपर डॉ. पंकज किछु ने बजला, मुदा हुनका मनमे भेलैन जे भगिनीक बिआहमे नै गेलौं से हमरा सन नीक नै भेल।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**दहिबरी (लघुकथा)**

तीन-चारि घन्टासँ गाममे हरविर्ड़ो उठल छल मुदा अपने कोनो भनक नहि बुझि पेलौं। हरविर्ड़ो ई उठल छल जे ‘जसमन्त बाबा अब-तबमे छैथ!’तँए अन्तिम दर्शनक लेल सौंसे गाम गलो-गुल आ दौड़ो-बरहा लगि गेल छल। घटना तीन बजे बेरुका समैयक छी। भेल ई जे जसमन्त बाबाक पेटमे वायुक बढ़वाड़ि भऽ गेलैन जइसँ मन तेना औल-बौल करए लगलैन जे लोकक बीच मरैक डर सबहक मनमे पैस गेल। जसमन्त बाबाक देहक शक्ति सेहो जेना कमि गेलैन तहिना ठाढ़ भेलमे खसि पड़ला। एक तँ पेटक जनमारा गैस्टिकक प्रकोप,तैपर बेधड़क खसने देहमे तेना चोट लगि गेलैन जे चेतन शक्तिमे क्षीणता सेहो आबि गेलैन जइसँ एकाएकआँखि-मुँह दुनू बन्न भऽ गेलैन।

तीन रंगक अवाज गाममे उठि रहल छल। किछु गोरे जसमन्त बाबाकेँ मृत्यु घोषित करैत बजै छला जे ‘बाबा धोपचटेमे मरि गेला!’एकर पूरक विचार सेहो जोड़ा रहल छल जे ‘बाबा सन धर्मात्माकेँ अहिना मृत्यु होइए। मरैबेर सेवा-ले केकरो मुँहतक्की नहि केलैन!’आकिछु गोरे जसमन्त बाबाकेँ अब-तबमे रखि बजै छला जे ‘बाबा अब-तबमे छैथ, माने कखन छैथ आ कखन नहि छैथ तेकर कोनो ठेकान नहि!’ मुदा किछु गोरे अड़ि-अड़ि बजै छला जे ‘बाबा जीवित छैथ आ जीबे करता!’

अही तरहक विचारक बीच रखवारीवाली आ दीपवालीक बीच अपन-अपन विचारक चलैत कहा-कही सेहो शुरू भेल। रखवारीवाली बाजल- ''बाबाकअखन मरैबला उमेर थोड़े भेलैन अछि जे मरता। देहमे रोग भेने मनमे बेचैनी आबि गेल छैन।''

रखवारीवालीक बात सुनि दीपवाली बाजल- ''बाबाकेँ आब लोकक कोन बात जे भगवानो नहि बँचा सकतैन!''

ओना, मरै-जीबैक बात जेते रखवारीवाली बुझै छैथ तेते दीपवाली नहि बुझै छैथ। जइसँ अपन-अपन धरणा मरै-जीबैक मनमे बनियेँ गेल छैन। ने रखवारीवाली अपना आँखिये बाबाकेँ लगसँ देखने छेली आ ने दीपेवाली, मुदा लोकक मुँहक सुनल बातसँ दुनूक कान तँ भरियेगेल छेलैन जइसँ दुनूक मनमे अपन-अपन बिसवास सेहो बनि गेल छैन। जीवन-मृत्युक किरदानी देख रखवारीवालीक मनमे एहेन धारणा बनले छैन जे कुम्हारक बरतन जकाँ लोककाँच माटिक बनल अछि जे कनियोँ धक्का-धुक्की लगने फुटि जाइए! तैपर केतेको गोरेक मुहसँ सेहो सुनि चुकल छैली जे बाबा अब-तबमे छैथ। तहिना दीपवालीकेँ सेहो अपन विचारक धारणा मनमे बनल छैन। विचारक धारणा ई जे जहिना बच्चा जन्म लइए, धीरे-धीरे समैयक संग बढ़ैत-बढ़ैत बुढ़ होइए आ बुढ़सँ जखन झुनकुट बुढ़ होइए तखन पाकल कोनो अन्ने वा फले जकाँ झुना कऽ अपने खसि पड़ैए; से तँ अखन जसमन्त बाबा नहि भेल छैथ। जेकरा-जेकरा मुहेँ जसमन्त बाबाक समाचार दीपवाली सुनने छेली, ओ वएह सुनने छेली जे हवा-बसात लगने अहिना समैया रोग पकड़ैए आ समय पुरला पछाइत अपने छुटियो जाइए। ओना,जसमन्त बाबाक मरैक सम्भावना दीपवालीक मनसँ सोल्होअना मेटाएलो नहियेँ छेलैन, तखनमेटाएले जकाँ घँसा जरूर गेल छेलैन जइसँ रखवारीए-वाली जकाँदीपोवालीक मनमेअपन जीवित वाण छेलैन्हे।

ओना, रखवारियोवाली आ दीपोवालीकेँगामक लोकबुझिते छैन जेबिनु जड़ि-सिरक झगड़ाऊ मनुख छैथ। तँए हिनका दुनूक बीचकझगड़ाक फरिछौटमे तेसर अपन काज बरदा नहियेँ पड़ए चाहैए। मुदा आजुक माहौल दोसर रंग भेने, दुनू गोरेकबीच कहा-कही भेने अनेको लोक दुनूक बात सुनि जमो भेल आ फरिछबैले तैयार सेहो भेल। ओना, बिनु बजौले सभ छल, किए तँ सभ जसमन्त बाबाक दर्शन करए जा रहल अछि। तइ बीचमे दुनू गोरेक कहा-कहा, बीच सड़केपर भेने, फरिछौटक परिस्थिति बनि गेल। दीपवालीक बात सुनि रखवारीवाली बजली-

''भगवानोक ठीकेदारी अहींकेँ अछि..!''

बिना लगामक घोड़ा जकाँ दीपवाली हीनहीनाइत जवाब देलकैन-

''भगवान भगवान छैथ, लोकक कहाकहीमे ओ किए औता, लोक बड़ बेसी हएत तँ भक्त बनि सकैए, उपासक बनि सकैए, तैठाम जे ई भगवानक दोख लगबै छथिन से हिनका अपना-सन भेलैन?''

रखवारियोवाली बेलगामक घोड़ा जकाँ हीहीयाइत बाजल-

''अपना सन नइ भेल तँ की अहाँ सन भेल?''

अपना सन भेल कि अहाँ सन भेल, तेकर अर्थ दीपवालीकेँ दोसरे लगि गेलैन। किए तँ दीपवालीकेँ बुझल जे अण्डी तेलक दीपक इजोत आँखिकेँ कड़ुअबैए मुदा गोटक तेल वा मटिया तेलक इजोत ओहन प्रकाश दइए जइसँ अन्हार दुनियाँकेँ लोक प्रकाशित देखैए।

रखवारीवाली आ दीपवालीक बीचक जे गप-सप्पक क्रम छल ओ अपने अगरबत्ती जकाँ मसल्ला सठने मिझा गेल।

सात बजे साँझक समय। काल्हिये चैत सम्पन्न भेल आ आइ बैशाख चढ़ल, तँए सात बजे साँझ रहितोमाघक तेसर साँझ सन अन्हार नहि छल, छल पहिल ओहन साँझ जकाँ जे सूर्य तँ पाट लऽ लेने छला मुदा अकासमे लाली दिने जकाँ पसरल छल। बेरुका समैयक काजक बिसरजन करबाक समय देख अपनो खेतसँ दरबज्जापर एबे कएल छेलौं कि कानमे भनक लागल। मुदा तैयो अपन ऐगला प्रक्रियाक भाँजक तैयारीमे जुटले रहलौं। माने एक उखड़ाहा काजक बिसरजन आ दोसर काजक बीचक जे समय होइए तइसँ प्रवेश करैले जे लोक अपन तैयारी करैए, आ तैसंग दिनक बिसरजन आ रातिक आगमन बीच जे अपन नित्य क्रिया अछि, तइमे लागि गेलौं। कलपर (चापाकल) मुँह-हाथ धोइते रही कि पत्नी लगमे आबि बजली-

''जसमन्त बाबानहि बँचता।''

पत्नीक बात सुनि मन एकाएक हहरए लगल। हहरए ई लगल जे एकाएक जसमन्त बाबाकेँ की भऽ गेलैन जे पत्नी एहेन बात बजली। मुदा लगले फेर अपने मन कहलक जे पहिने जान तखन ने जहान। काजसँ आएले रही तँए देहोक थकान आ मनोक थकान भइये गेल छल। जइसँ ऐगला काज देख, सँझुका उखड़ाहाक काज देख मन असकताइते छल। तैबीच पत्नीक मुँहक समाचार-'जसमन्त बाबा आब नहि बँचता', आरोमनकेँ मथएलगल। ओना, ऐगला काज पकड़ैक जिज्ञासा मनमे ओहिना उत्सुका रहल छल जे जीवन तँ कर्मे काजे ले मनुखकेँ प्राप्त भेल अछि। जे (कर्म) जिनगीक संग चलैत-चलैत जीवन मुक्त करैए, तँए कर्म जखने जीवनसँ छुटल कि मृत्यु भेल। माने मुक्तिक अवरोध भेल। जीवन मुक्त तँ तखने ने भेटैए जखन जीवन भरिक काजक अन्तिम सीमाक काज समाप्त होइए...। मनमे नव-नव विचार जगने मनक थकान तँ लगले मेटा गेल, मुदा देहक थकान कनी-मनी कमि जरूर रहल छल मुदा सोल्होअना मेटाएल नहि छल। जेकरा मेटाएब जरूरी छेलए-हे। किए तँ जखने पैछला काजक थकान देहकेँ पकड़ने रहत तखने

ऐगला काज करैक ओ उत्साह नहियेँ औत, जइ उत्साहक जरूरत आगूक काज लेल होइत अछि। काजोक अपन-अपन उत्साह होइछै किने। जे कियो उत्साहित भऽ अपन काज करै छैथ हुनका काजक सफलताक जेते आशा रहै छैन तेते अनउत्साहित लोकक काजक नहियेँ होइ छैन। थोड़-थाड़ जे देहक थकान मनसँ छुटि देहकेँ पकड़ने छल, ओकरा मेटबैक खियालसँ पत्नीकेँ कहलयैन- ''जसमन्त बाबा ऐठाम जाएब, तइ बीचमे अहाँ जलखै-चाहक ओरियान करू।''

पत्नी आँगन दिस बढ़ली आ अपने हाँइ-हाँइ मुहोँ-कान धोइत रही आ मने-मन विचारितो रही जे जसमन्त बाबाक समाचार तँ अपना परिवारमे ने सुनलौं, जे सतो भऽ सकैए आ फुसियो भइये सकैए। ओना, कोनो उड़न्ती समाचार ने सोल्होअना सत होइए आ ने सोल्होअना असत्ते होइए। ओइमे किछु-ने-किछु कमी-बेसी होइते अछि। मुदा ई तँ भेल शतप्रतिशत् विचार। मुदा बीचमे, माने एक प्रतिशतसँ लऽ कऽ निनानबे प्रतिशत तकक विचार दुनूक जोडुआ चलिते अछि। माने ई जे कोनो विचार बात वा समाचार निनानबे प्रतिशत सत् रहल आ एक प्रतिशत फुसि रहल। तहिना कोनो निनानबे प्रतिशत फुसि रहल आ एक प्रतिशत सत् रहल। ओना, तहूमे बुझब कठिन नहि अछि। किए तँ जेकर मात्रा बेसी रहल ओइ अनुकूल लोक अपन विचार बना लइ छैथ। मुदा असल झमेल ओइठाम शुरू होइए जैठाम कम मात्राक दूरी रहैए, माने कोनो एकावन प्रतिशत रहल आ कोनो उनचास प्रतिशत। कहलो जाइए जे लंकामे जे बड़ छोट ओ उनचास हाथ..! भाय, गिनतीमे एक-सँ-उनचास सीढ़ी ऊपर भेल आ भेल सभसँ छोट, से केना भेल? जिनगीक कियो निनानबे सीढ़ी चढ़ि गेला, एक सीढ़ी चढ़ैमे माने शत-प्रतिशत जीवन धारण करैमे जँ कोनो कारणे नहि चढ़ि सकला, तँ हुनका संग की न्याय हेबा चाही..? मुदा लगले मन फुटि बाजल-

''परीछाक परिणाम सेहो दू-दिसिया होइते अछि, कियो निच्चासँ प्रथम होइए तँ कियो ऊपरसँ। एहनो तँ सम्भव होइते अछि।''

मनक थकान हेट भेने आ देहक थकान मेटेने मन सोल्होअना फरहर भऽ गेल। तैबीच पत्नी जलखै नेने दरबज्जापर पहुँच चुकल छेली। अपनौं लोटामे पानि लेलौं आ दरबज्जा दिस बढ़लौं। लग पहुँचते पत्नी जलखै चौकीपर रखि आँगन दिस बढ़ैत बजली-

''चाहो लगिचाएले अछि।''

पत्नीक सूत्रवद्ध काज देख अपनो मन सुतिया लगल। सुतिया ई लगल जे एक तँ गामक श्रेष्ठजन जसमन्त बाबा छैथ, हुनकर समाचार छिऐन, तैठाम अपन की दायित्व बनैए? झलफलाएलमे ने विचार झलफलाइत अबैए, मुदा अकलवेरा समयमे से तँ नहि होइए। आँखिक सोझमे जसमन्त बाबा छैथ, तखन अपने किए विचारैमे देरी लगैत। सएह भेल। जलखै नीक जकाँ सठलो नइ छल, पत्नी चाह अननौं ने छेलीकितइ बिच्चेमे मन मानि गेल जे अपन पत्नीक मुहेँ अपना घरमे जसमन्त बाबाक सम्बन्धमे सुनलौं, हुनको तँ परिवार

छैन्हे, तँए उचित बनैए जे गामक लोकक बातक फेड़मे नहि पड़ि हुनके ऐठाम जा बात बुझिऐ। देरीए सही मुदा ठौरपर तँ पहुँचब।

पहिल साँझक प्रकाश समाप्त भऽदोसर साँझक अन्हार पसैर चुकल छल। घर-घर दीप-बाती जरियो रहल छल आ जरौलो जा रहल छल। चाह पीब पान खा जसमन्त बाबा ऐठाम विदा भेलौं। रास्तामे केते गोरे टोकबो केलैन जे अन्हारमे केतए जाइ छी, मुदा सभकेँ एक्के उत्तर दैत- लगले अबै छी, कहैत रास्तामे केतौ ने रूकलौं। जसमन्त बाबाक दरबज्जापर जाइसँ पहिने जसमन्त बाबाक ममियौत भातीज पहुँच चुकल छलैन। भाय, समृद्ध परिवारमे समृद्धताक जे-जे कारण अछिओइमे अति आवश्यक जे अछि, पहिने ओकर भरपाइक बेवस्था हेबा चाही किने...।

जसमन्त बाबाक ममियौत भातीज किसानी जिनगीसँ सभ दिन जुड़ल रहला तँए कृषि सम्बन्धित जे आवश्यक काज अछि तेकरा सम्हारैत ममियौत भातीज अपन परिवारक भार पत्नीकेँ सुमझा अपने जसमन्त बाबा-ऐठाम आएल छला।परिवारक अधिकांश, खासकऽ पुरुख वर्गबाबाक संग लहेरियासराय गेल रहथिन। हमरा देखतेसुबुधनाथ बजला-“आउ-आउ, भाय!”

ओना, सुबुधनाथसँ एक-दू बेर भेँट भेल छल मुदा गप-सप्प नहि भेल छल, तँए चेहरासँ चिन्है छेलिऐन मुदा गप-सप्प नहि भेने अनभुआर तँ रहबे करैथ। सुबुधनाथक बात सुनि मन परिवारक बेवहारपर पहुँच गेल। यएह ने परिवारक जीवित संस्कृति भेल जे दोस्त होथि कि दुश्मन, शुभचिन्तक होथि कि अशुभचिन्तक, जँ दरबज्जापर पहुँच गेला तँ हुनका उम्रानुकूल अभिवादन करैत ऐगला गप-सप्पक मुँह आदरपूर्वक बना दिऐन। विचारभेद, काजभेद अपन विचार-बीच वा काजक बीच अछि,तइलेअनोन-बिसनोन हएब नीक थोड़े हएत। ओना, सुबुधनाथक अभिवादन सुनि मनमे दू रंगक विचार उठल। पहिल उठल जे सुबुधनाथक परिचय नीक जकाँ बुझि ली, आ दोसर उठल जे जइ काजे आएल छीपहिने से बुझि ली। असमंजसमे पड़ल मने बजलौं-

“जसमन्त बाबाक की समाचार छैन?”

सुबुधनाथ बजला-

“एक डेढ़ घन्टा हमरो एना भेल अछि, तइसँ पहिनहि चरिचकिया गाड़ीसँ समांग सभ लहेरियासराय लऽ गेलैन, तँए आँखिक देखल तँ कोनो समाचार नहि अछि मुदा अबिते जे सुनलौं से कहि सकै छी।”

सुबुधनाथक बात सुनि मनकेँ मनबए लगलौं जे अखन तँ दूटा मुख्य आधार भेटिये रहल अछि। पहिल, अपन परिवारिक सम्बन्धसँ सुबुधनाथ भातीज छथिन, दोसर, जखन हुनका दरबज्जापर बैस गप-सप्प कऽ रहलौं अछितखन सत् छोड़ि झूठ केना हएत। बजलौं-

''हँहँ, अहूँ तँ आने गामसँ आएल छी, तँए जँ घन्टा-दू-घन्टा देरियोसँ एलौं तँ ओ समैयेपर आएब भेल। तइ संग परिवारक लोक भेने परिवारेजन सभसँ ने जे सुनलौं सएह कहब।''

सुबुधनाथ बजला-

''दुनू भाँइयो आ काकियो संगे गेल छैथ, मुदा दुनू पुतोहुओ आ धियो-पुता सभ अछिए। हुनके सभसँ जे सुनलौं से कहै छी।''

परिवारक बात सुनि मन मानि गेल जे परिवारक बात छी, तँए जे हएत से साँचे हएत। भाय, ऐठाम ई नइ बुझब जे परिवारक माने पत्नी आ पत्नियेँक आदेश भेल परिवारक आदेश आ वृद्धजन वा श्रेष्ठजनक कान तक भलेँ ओ विचार पहुँचए वा नहि पहुँचए। ऐठाम परिवारक माने बुझब जे जे परिवारक जे धड़गत धारपकैड़ चलैएओकरा समयानुकूल बनबैत सम्मिलत धार बना चलब...। बजलौं-

''हँ, हँ, अहूँ सएह ने कहि सकै छी। जसमन्त बाबाक शरीरमे की भेलैन से आन थोड़े सोल्होअना बुझि सकैए। ओ तँ अपनेटा बुझि सकै छैथ।''

सुबुधनाथ बजला-

''अखन करीब आठ बजैत हएत। अढ़ाइ-तीन बजे बेरुपहर पेटमे दर्दक प्रकोप भेलैन से तेते उग्र भऽ गेलैन जे वेहोश भऽ खसि पड़ला।''

वायुक प्रकोपसँ जसमन्त बाबा अचेत भेला, ई कोनो बड़ भारी रोग नहि भेल। रोगक थाह पेबिते मन थेहगर भेल। बजलौं-

''जखनसँ सभकियो लहेरियासराय गेला तइ बीचक तँ कोनो समाचार नइ ने अछि।''

सुबुधनाथ बजला- ''नहि।''

'नहि'सुनिते बजलौं-

''अखन जाए दिअ। जँ गर भेटत तँ अखने हमहूँ जा कऽ भेँट करबैन।''

उठि कऽ विदा भेलौं। चैतक रान्हल लोक बाइस-तेबाइस बना बैशाखमे खेबे करै छैथ, भरिसक सहए ने असैर केलकैन..? मुदा लगले दोसर विचार उठि गेल जे खाइ-पीबैमे जसमन्त बाबा एकजुत्ती लोक,अपन मनोनुकूलचलैबला लोक छैथ, तखन खाइ-पीबैमे कोनो गड़बड़ भेल हेतैन से सम्भव नहि अछि, तखन की भेलैन? मुदा रोगक तँ सोल्होअना जानकार रोगिये भऽ सकै छैथ। जेना-जेना डेग घरमुहाँ बढ़ि रहल छल तेना-तेना मनमे अन्हार सेहो पसरल जा रहल छल। अपनो उमर आब ओहन नइ रहल जे अमावसिया सनक अन्हार रातिमे भरि-भरि राति ओहन सड़कपर पैडिलबला साइकिलबिना इजोतमे चलबै छेलौं, से आब थोड़े रहल। आब कि ट्रेण्ड ड्राइवरक ओ महत् रहल, आब तँ अनट्रेण्ड पाछूसँ धक्का मारि ट्रेडक दोख लगा



ISSN 2229-547X VIDEHA

अपनाकेँ ट्रेण्ड बनबैक ट्रेण्ड बनियेँ गेल अछि। मुदा डरे जँ रास्ता चलबे छोड़ि देब तखन तँ घरेमे दिन-राति घुरियाएल रहब..! किछु फुरिये ने रहल छल जे की करी वा की नहि करी। रातिक दस बाजि गेल। रंग-बिरंगक विचार मनमे उठिये रहल छल। कखनो-कखनो ईहो उठि जाइ छल जे जँ जसमन्त बाबा मरि गेला तँ अन्तिम जीवित दर्शन नहियेँ भऽ पौत। कखनो ईहो हुअए जे एते रातिमे लहेरियासराय विदा हएब आ रास्तामे किछु अपने भऽ गेल तखन की हएत? असमंजसमे पड़ल मने विचार केलौं जे घन्टा-डेढ़-घन्टाक रास्ता लहेरियासराय अछि, तैबीच जे जेबो करब आ ईहो भाँज नहि बुझल अछि जे प्राइवेटमे केतौ छैथ आकि सरकारी अस्पतालमे छैथ। से नहि तँ साढ़े तीन बजे जे पहिल बस पटना-ले गामसँ खुजैए, तेकरा पकैड़ चलि जाएब। साढ़े चारि-पाँच बजे दरभंगा पहुँचब। दिनक समय रहत कोनो-ने-कोनो भाँज लगिये जाएत।

पाँच बजे भोरमे दरभंगा बस स्टेण्डसँ टेम्पू पकैड़ लहेरियासराय विदा भेलौं। संजोग बनल, जसमन्त बाबाक छोट बेटा- देवकान्त चौकेपर भेँट भऽ गेला। पुछलयैन-

‘‘बाबाक की समाचार छैन?’’

देवकान्त बजला-

‘‘पेटमे गैसक प्रकोप छेलैन। अबिते डॉक्टर साहैब प्रतिकार केलैन। थोड़बे कालक पछाइत मन हल्लुक भऽ गेलैन। अखन नीक छैथ। आइये घुमियो जाएब।’’

देवकान्तक बात सुनि मन मानि गेल जे एलहा साफल भेल। देवकान्तक संगे गेलौं। जसमन्त बाबाकेँ देखते गोड़ लगलयैन। बैसलौं। तइ बीच देवकान्तचाहो दोकानसँ अनलैन। दुनू गोरे चाहो पीबए लगलौं आ गपो-सप्प करए लगलौं। कहलयैन-

‘‘बाबा!अहाँ तँ संयमित लोक छी, तखन एना..?’’

जसमन्त बाबाक मन सोल्होअना शान्त रहैन। बजला-

‘‘बौआसुरेश, अपने मन धोखा देलक।’’

‘अपने मन धोखा देलक’ सुनि अचम्भित भऽ गेलौं जे ई की बाबा कहलैन..! शंका उठल। शंका ई उठल जे भरिसक जसमन्त बाबाक रोग अखनो ओहिना जीवित छैन। मुदा खनहन मन देख ईहो शंका हुअए जे जँ मन नीक नइ रहितैन तँ एते असथिर केना भेल रहितैथ।कछमछ-कछमछ करबे करितैथ। नीक हएत जे गप-सप्पकेँ आगू बढ़ाबी, अपने सभ भाँज लगि जाएत। पुछलयैन- ‘‘से की बाबा?’’

जसमन्त बाबा बजला-

‘‘बुझले छह जे परसुका रान्हल, माने चैतक रान्हलकाल्हियो लोक खेलक आ केते गोरे आइयो बैशाखमे खाएत।’’



ISSN 2229-547X VIDEHA

बजलौं-

"हँ, से तँ खेबे करत!"

जसमन्त बाबा बजला-

"अही बीचमे ने मन धोखा देलक।"

'मन धोखा देलक'जसमन्त बाबाक मुहसँ बेर-बेर निकलै छेलैन, मुदा मन की धोखा देलकैन से बुझिये ने पेब रहल छेलौं। तँए मन औना रहल छलजे जसमन्त बाबा बुझि गेला। बुझिते मुस्कुराइत बजला-

"बौआ सुरेश!अरबा चाउरक भात, रोड़गरसँ उलौल राहरिक दालि आ दही दऽ कऽ पुतोहु बरी बनौने छेली। खाइले जखन बैसलौं तँ दहिवरी देख मन अतीतमे वौआ गेल।"

बजलौं-

"की अतीतमे मन वौआ गेल?"

जसमन्त बाबा बजला-

"दहिवरी खेबामे तेतेक स्वादिष्ट छल जे अपन जीवनक बीतल सुआद सभ मोन पड़ि गेल।"

पुछलयैन-

"की जीवनक बीतल सुआद सभ मोन पड़ि गेल?"

जसमन्त बाबा बजला-

"पहिल बेर सासुरमे दुरागमन दिन एहेन खेने रही, दोसर बेर समधियौरमे खेने रही आ तेसर बेर संगीक संग संगी ऐठाम खेने रही।तही सभमे मन वौआ लगल। हाथकेँ मुँह देखले रहै, रसे-रसे तेते खुआ गेल जे बेसम्हार भऽ गेल।"

किछु भाँजपर विचार चढ़िये रहल छल। बजलौं-

"खेबे एहेन छी जे लोक सभ दिन खाइए, तखन केना..?"

अपन विचार खोलैत जसमन्त बाबा बजला-

"खेबेकाल मन वौआ अपन सासुरो, समधियौरो आ दोसोक ऐठाम पहुँच गेल तँए बेठेकान भोजन भऽ गेल। घन्टा एके-डेढ़ेक पछाइत पेट तनए लगल। चीत गरे सुति पेटकेँ केतबो अराम देलिऐ, मुदा ज्वालामुखी जकाँतरसँ गैसक बुमकला पेटमे छुटए लगल। उठि कऽ ठाढ़ भेलौं कि खसि पड़लौं।"

बजलौं-



ISSN 2229-547X VIDEHA

''अखन मन केहेन अछि?''

जसमन्त बाबा बजला-

''आब सोल्होअना बुलन्द छी। डॉक्टर सहाएबक हिसाब-बारी देवकान्त कऽ लइए, पछाइत सभ संगे चलब।''

बजलौं-

''बड़बढ़ियाँ।''

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

**आमक गाछी (धारावाहिक उपन्यास- पहिल खेप)**

1.

बीस जून। माइक संग दुनू बहिन जगमोही प्रेमनगर पहुँचल। ओना, बीस जून गोटे साल शुरू जेठमे पड़ैए तँ गोटे साल उतार जेठमे, तैसंग कोनो-कोनो साल अखाढ़क शुरूमे सेहो पड़िते अछिमुदा से नहि, ऐ साल 'बीस जून' उतार जेठमे पड़ल। सप्ताहसँ बेसी बैरसाइत[i]केँ सेहो भइये गेल छल...।

दस कट्ठाक जीबेन्द्रक गाछी-कलममे तीनटा आमक गाछ भरखैर पकैत, बॉॅकी सात-गाछमे गोटि-पङ्गरा आ शेषमे कोनो-कोनोमे बोनाइत तँ कोनो-कोनोमे अखन खिच्चे सुआदक रंग पकड़ने। ओना, प्रेमनगरक किसान आन गामक किसानसँ कनी बुधिगरो आ श्रमगरो[ii] नइ छैथ सेहो केना नइ कहल जाए। प्रेमनगरक चारूकातक जे गाम सभ अछि, जेना- रामपुर, कृष्णपुर, महमदपुर आ रूद्रपुरइत्यादिगामक किसान सभ जे कलम-गाछी लगबै छैथ, तइमे कलमी आम हुअ कि सरही, जामुन हुअ कि बैर, बेल हुअ कि बरहर, शीशो हुअ कि गमहाइर, सभ कियो सहरगंजा रोपै छैथ, मुदा प्रेमनगरक किसान सभ जे गाछी-कलम लगौने छैथ आकि लगबै छैथ ओ एकदम कतारबन्दी रूपमे। कतारबन्दीकमाने ई जे कलमी आमक कलममे जहिना कलमी आम छोड़िदोसर ने कोनो आमे गाछ आ ने बेखे-बुनियादिक। बेख-बुनायादि भेल लकड़ी उपयोगी वृक्ष। ओना, कलमियो आम सइयो रंगक अपन गुण-धर्मबला अछिए, तँए एक गुणक मिलान आ एक धर्मक मिलान ओहूमे बेसी नीक होइत अछि। किएक तँ ओकर सभ किछु एक रूपे चलैए आ से नइ रहने जहिना बहुधर्मीकेँ एकठाम भेने होइएजेकेतौ नहाइकाल झगड़ा तँ केतौ खाइकाल झगड़ा, केतौ चाहकझगड़ा तँ केतौ अनचाहक झगड़ा होइतो अछि आ अरबेधलो रहिते अछि। अरबेधब भेल- आगियो आ खढ़-पातसँ लऽ कऽ ठहुरी-चेरा धरिक सुखाएल जरनोकेँ

एकठाम राखि देब, भलेँ किए ने कनी-कनी हटाइये कऽ रखलौं आ पूरबा-पछबा हवामे ऊड़ि-पुरि एकठाम भऽ सुनैगकऽ पजैर जाइते अछि। खाएर.., प्रेमनगरक किसान श्रेष्ठ किसान छथियो आ मानलो जाइते छैथ। इलाकामे जखन कखनो आमक गाछी-कलम वा बेख-बुनियादिक चर्च केतौहोइए तँ प्रेमनगरक चर्च जहिना होइए तहिना रामपुरोक चर्च होइतेअछि मुदा से प्रेमनगरक विपरीत दिशामे। विपरीत दिशा भेल-जहिना भगवान रामक नाम शुभ रहितो गन्दा-सँ-गन्दा वस्तु देख 'राम-राम' कहि गबाही रखि दइ छिऐन, जहिना मृत्युक बरियातीमे 'राम-नाम सत् छी' कहैत असमसानक पार लगबै छी तहिना ने जुआन-जहानक बरियातीमे रसगुल्ला खाइत-खाइत राम-धाम सेहो पार लगबैबते छी। खाएर जे छी से छी, सभ नीके छी आ सभ अधले छीमुदा सभ कियोतँ छीहे किने।

पनरह जूनकेँ कौलेजमे गरमी छुट्टी भेल, ओना किछु गोरे एकरा 'अमैया छुट्टी' आ किछु गोरे 'ग्रीष्मावकाश' सेहो कहिते छैथ मुदा जाए दियौ ऐ बातकेँ, बात तँ बाते छी, अपना मनक मौजी बहुकेँ कहलौं भौजीआ लोको लग अपन निर्लजताक नाच नचैत रहलौं। भाय, पत्नी पत्नी छैथ किने, ओ तँ जहिना जीवन संगिनीभेली, अर्द्धांगिनी भेलीतहिनाप्रेमिका सेहो भेबे केली, मुदा तैठाम जँ कियो दिन-राति टी.भी.मे खेले वा सिनेमे देखती तँ देखौथ आ अपन कर्मक समय विधाताक हाथमे दऽ दौथ..!

गरमी छुट्टी होइते धीरेन्द्र सोझे गाम आबि गेल। बीस जूनकेँ जगमोही सेहो आम खाइक बहन्ने अपन मातृक पहुँचल।

धीरेन्द्र आ जगमोही पटनेमे रहि पटने कौलेजमे बी.ए. फाइनल इयरमे पढ़ितो अछि आ एक्के विषय दुनूक रहने संग-संग किलासोमे आ ट्यूटोरियलमे सेहो एक-दोसरकेँ देखतो अछिए। मुदा जहिना जेनरल क्लासमे तहिना ट्यूटोरियल क्लासमे सेहो दुनूक बैइसैक ब्रेंच अलग-अगल अछिए। जइसँ लगक गपो-सप्प कहियो किए हएत। ओना, अखन तक ने धीरेन्द्र अपन अंगीत जगमोहीकेँ बुझैत आ ने जगमोहीएधीरेन्द्रकेँ बुझैए। तेहेन जुग-जमाना आबि गेल अछि जे ने कियो नामक टाइटिलसँ केकरो परेख सकैए आ ने जाति-पाँजिसँ, केकरा एते छुट्टी छै जे अनेरेक रमझौआमे लागल रहत। नव पीढ़ीक लोक खेलाड़ी आ सिनेमा-कलाकार सबहक नामधुन करत आकि अपन बाप-पुरुखाक..! कोन मतलब ओकरा छै जे अपन बाप-पुरुखाक वंश आ जीवनकेँबिटिया अपन वंशक इतिहासक संग देश-दुनियाँक इतिहासकेँ बुझत। मुदा ईहो तँ बात सबहक सोझेमे अछि जे जे जेते जिनगीक रस पीबए चाहैए ओ ओते बेचैन सेहो भेले जाइए।

ओना, समाजशास्त्र विषयक जेनरल क्लासमे पचाससँ ऊपर विद्यार्थी अछि, मुदा शनियेँ-शनि जे ट्यूटोरियल क्लास चलैए ओ उनटा पाठक, तँए ओ क्लास मात्र पान-सातटा विद्यार्थी करैए बाँकी अधिकांश मैटिनी शो सिनेमा देखैए वा किछु गोरे घुमि-फिर शहरे-बजार देखैए। मैटिनी शो सिनेमा देखैक कारण टिकटक कन्शेसन सेहो अछिए। उनटा पाठ जे ट्यूटोरियल क्लासमे होइए ओ ई होइए जे आन दिन माने

सोमसँ शुक्र धरि शिक्षक जे पढ़बै छैथ ओकर उत्तर ओइ क्लासमे विद्यार्थीसँ लेल जाइए। आइक परिवेशमे माने शिक्षण संस्थानक परिवेशमे,ट्यूटोरियल क्लासक नामो भरिसक छात्र सभ नइ बुझैत हएत जखन कौलेजमे पढ़ाइये नहि भऽ रहल अछि तखन ओकर उत्तर की भेटत।

ट्यूटोरियल क्लासक पान-सातटा विद्यार्थीमे जहिना धीरेन्द्रक तहिना जगमोहीक उपस्थिति अनिवार्य रूपसँ रहैए। बाँकी पान-सातक बीच नव-पुरान होइत रहैए। सभ शिक्षकक अलग-अलग सप्ताहमे ट्यूटोरियल क्लास होइ छैन, तँए ऐ बातकेँ शिक्षक सभ नहि बुझिपबै छैथ। ओना, छात्रो सभमे किछु गोरेक सम्बन्ध शिक्षको सभ संग छैन्हे, तँए अपन-अपन ट्यूटोरियलमे अपन-अपन परिचित छात्र रहिते छैन जइसँ नव-पुरान हएब सोभाविके अछि। जहिना धीरेन्द्र अपनाकेँ ओते सक्कत बना क्लास पहुँचै छल जे जे किछु शिक्षक पुछतातइमे जे पढ़ौने छैथ ओकर अतिरिक्त अपनो विचार राखब, तहिना जगमोही सेहो अपन तैयारीक संग क्लास पहुँचै छल। ओना, ट्यूटोरियल क्लासमे कम विद्यार्थी रहने आगूक जे दुनू ब्रेंच बैसैक अछि, तहीपर दहिना भागक ब्रेंचपर धीरेन्द्र बैसैत आ बामा भागक ब्रेंचपर जगमोही। समैयक मिलानी दुनूकेँ रस्तोक मिलानी करबैत आ ट्यूटोरियल क्लासक सेहो। माने भेल एक गाड़ी पकड़ैले जहिना दूटा यात्री अपन निर्धारित समयपर घरसँविदाहोइ छैथ जइसँ रस्तामे गप-सप्प भलेँ नहियोँ होइत हौनु मुदा मुँह-मिलानी तँ होइते छैन। कहैकालमे भलेँ सभ कहि दइ छिऐ जे शरीरक पाँच इन्द्रीमे जहिना मुँह भेल, आँखि भेल तहिना कानो भेल। मुदा की तीनूक जीवन क्रिया एक्केरंग अछि? मुँहमे मुंगबाक सुआदसँ लऽ कऽ तेतैरक खट-मीठ आ नीमक तीतपन तकक रस भेटते अछि, जखन कि आँखि सोझे देखैबला भेल। नीक-सँ-नीक आ अधला-सँ-अधला देख-देख आँखि कखनो कानि-कानि नोरो चुबबैए तँ कखनो मिरचाइक कड़ुपनसँ पानियोँ तँ बहैबते अछि। मुदा कान तँ काने छी, खा-पीब कऽ रस चुसैक कोन बात जे आँखि जकाँ ने देखिये सकैए आ ने मुँह जकाँ सुआदे पाबि सकैए,लऽ दऽ कऽ हवामे उड़ल नीक-बेजाएकेँ खालीसुनिटा सकैए। जइसँ, जहिना बहिरा अपने ताले नचैए तहिना नाच करत। मुदा ऐ सभसँ कोन मतलब धीरेन्द्रेकेँ आकि जगमोहीए-केँ छइ। दुनू गोरे कौलेजमे पढ़ैए, कौलेजिया संगी कहियौ आकि क्लासक संगी, एक-दोसरक छी। अट्ठारह बर्खक उमेर सेहो दुनू टपिये गेल अछि, किए ने खुलि कऽ खेलाएत। मुदा से नहि, दुनू अपन-अपन सीमाक बीच अनुबन्ध अछि। ओना, दुनूक प्रश्नोत्तर दुनू तँ सुनिते अछि,तैसंग शिक्षक सेहो ट्यूटोरियल क्लासमे सुनै छथिन जइसँ एक-दोसरक अध्ययनक गहराइ सेहो एक-दोसर बुझिये रहल अछि। ओना, क्लासमे शिक्षक निर्धारित पाठ्यक्रममे जे पोथी निर्धारित अछि ओकरे आधार बना पढ़बै छैथ मुदा शिक्षको तँ शिक्षके ने भेला। कियो जेतबो सिलेबशमे अछि तेतबो ने पढ़बै छैथ आ कियो कियो एहनो तँ छथिए जे ओरिकासँ घी परसै छैथ। 'ओरिकासँ घी परसब'क माने भेल सिलेबशसँ अतिरिक्तो पढ़ाएब, हुनका कोन मतलब छैन जे दालिक सुआद रहल कि मेटाएल। ओ तँ सिलेबशक कोन बात जे दुनियाँक सिलेबश आगूमे रखिये दइ छैथ। शिक्षकेक अनुकरण ने

शिक्षार्थी करत। ओहो ने वएह बुझत। भलेँ किए ने ओ शिक्षककपठनकेँ निर्णित करए जे जहिना शिक्षक जुग-स्रष्टा छैथ तहिना जुग-द्रष्टो तँ होइते छैथ। तँएशिक्षार्थियोकेँ तहिना ने जिनगीक बाट भेटत।

ओना, शिक्षको अपन सिखपनसँ सीखिये नेने छैथ जे ट्यूटोरियल क्लासमे अनेरे जे माथक बोझ बढ़ाएब (माथक बोझ बढ़ाएब भेल- एक-एक छात्रसँ प्रश्न पुछब)तइसँ नीक जे पैंतालीस मिनटक घन्टीमे दस मिनट रीब-रीबेमे गेलबँचल पैंतीस मिनट, से नहि तँ एक-एक छात्र-छात्रासँ प्रश्न पुछि समय ससारि लेब। जे लाभ धीरेन्द्रोकेँ आ जगमोहीकेँ सेहो भेटिये जाए। जहिना कहल जाइए जे करत-करत अभ्याससँ जड़-मति सेहो सुजान भइये जाइए। मनुख तँ सहजे मनुख छी, अन्न-खाइबला आ पानि पीबैबला। घोड़ा घास खाइए तखन तँ एते हिहिआइए, मनुख तँ सहजे मनुख छी जेकर सभ जीव-जन्तुसँ अतिरिक्त गुण भेल हँसब।

ट्यूटोरियल क्लासक शिक्षक भेला प्रश्नकर्त्ता, धीरेन्द्र आ जगमोही भेल उत्तर देनिहार। बाँकी सभ शिक्षकोक भाषण आ विद्यार्थियोक 'उत्तर-भाषण' सुननिहार भेल। तँए खुलल वा झाँपल भेल निर्णयकर्त्ता। किए अनेरे कोनो पक्षमे ठाढ़ हएत। किए ओ प्रश्नकर्त्ताक प्रश्न अङ्गेजत आ किए ओकर जवाबदेह बनत। सभ ने सुविधानुसार जीबए चाहैए। जखन अवसर भेटल तखन वएह सभ किए छोड़ि देत। अपन उत्तरमे जहिना शिक्षकक भाषण सिलेबशकेँ अतिक्रमण करै छेलैन तहिना धीरेन्द्रो आ जगमोहीओ उत्तर दइते छल। तेकरा शिक्षक लोकैन, ट्यूटोरियल क्लासक विषय कहि परीक्षामे लिखैसँ परहेज करैक सलाह दुनूकेँ दैत क्लास अन्त करै छला।

दुनियाँमे प्रेमोक अपन रंग-रूप छइ। सात अरब लोकमे जगमोहीक जेहेन रूप धीरेन्द्र देख रहल छल ओहन रूप धीरेन्द्रक जगमोही नहि देख पेब रहल छल। दुनूक अपन-अपन नजरियो आ दृष्टिकोणो छेलैहे। मुदा ट्यूटोरियल क्लासक जे सिख (अध्ययन)छल ओ दुनूकेँ जरूर नव सिखपन (अध्ययनशीलता) दिस बढ़ौलक, जइसँ एक-दोसरक बीच, भिन्न दृष्टि रहितो आकर्षितकरबे करै छल।

ओना, आकर्षणोक अपन गुण-धर्म अछि। कोनो आकर्षण ओहन होइए जइमे विकर्षणोसमान रूपमे संगे चलैए आ कोनो एहनो आकर्षण अछिए जइमे विकर्षणक मात्रा कम रहने हेराएल-हेराएल सन रहैए। जइसँ आकर्षणे-आकर्षण बुझि पड़ैए। तहिना विकर्षणोक तँ छइहे जे बेसी मात्रामे भेने आकर्षणकेँ दाबि दइए। जखन लोहा सन निर्जीव धातुक चुम्बकीय आकर्षण ओहन होइए जे अपना सन-सन भतलोहोकेँ अपना संगमेरंगि अपन गुण-धर्मसँ भरिये दइए। भलेँ ओ ओतबेकालक किए ने होउजेतेकाल चुमकलोहमे सटि अपनो चुम्बकत्वमे किए ने बदैल गेल हुअए। खाएर जेतए जे होइ से तेतए हुअए। अजगर सन साँपो जखन अपन नजैरककनखी आ मुँहक सूसकारीसँ आन साँपकेँ लगमे आनि भक्षे किए ने कऽ लैत हुअए मुदा तइसँ कोन मतलब धीरेन्द्रकेँ आकि जगमोहीएकेँ अछि। अखन तँ जिनगीक एको टपान दुनूमे सँ एको ने टपि सकल अछि, तखन जिनगीक टपानक बाते केना बुझत।



ISSN 2229-547X VIDEHA

जहिना धीरेन्द्रक मनमे जगमोहीक प्रति जिज्ञासा जागल तहिना जगमोहीकेँ सेहो धीरेन्द्रक प्रति जागल। एक रस्ताक राही माने एक विषयक विद्यार्थी भेने दुनूक मनमे एते तँ जिज्ञासा जगिये चुकल अछि जे जखन दुनू गोरे एक कौलेजक एक क्लासमे पढ़ै छी तखन बुधियो-ज्ञान ने एकरंग हुअए। एकर माने ईहो नहि जे आनसँ बेसी नइ हुअए,आ ने यएह माने हएत जे आनसँ कम्मो नइ हुअए। एक स्थानक यात्रीक बीच एहेन कोनो सीमा थोड़े अछि जे सभकेँ एक्केरंग चलए पड़त। कौलेजोमे तँ तहिना होइते छै जे कियो प्रथम श्रेणीमे उतीर्ण होइए, कियो दोसर श्रेणीमे आ कियो तेसर श्रेणीमे। मुदा जिनगीक अध्येता अपन जिनगीक अध्याय ओहीठामसँ शुरू करैक चेष्टा करै छैथ जैठाम मजगूत नीवक जरूरत अछि। औझुके नीवपर ने काल्हि ठाढ़ हएत। तँए, भविसवेत्ता भलेँ जे हुअए मुदा भविसक निर्माता नइ छी सेहो केना नइ कहल जाएत। औझुके रोपल गाछ ने काल्हि फल देत।

धीरेन्द्रो आ जगमोहीयो एक-दोसरक जीवन परिचय गुप्त रूपसँ भाँज लगबए लगल। मुदा दुनूक प्रतिबन्धित बाट, प्रतिबन्धित ऐ मानेमे जे जानकारी पबैमे कहीं सीमोलंघन ने भऽ जाए,नइ तँ जगहँसी हएत। एक तँ पटनामे ने धीरेन्द्रकेँ बेसी चिन्ह-पहचीनक लोक आ ने जगमोहीएकेँ। ओना, कौलेजो आ हाइयो स्कूल, सइयो-हजारो अपरिचित चेहराक परिचित करबैक गर छीहे, मुदा परिचय-पात करैक जगह तँ छी नहि, छी तँ पढ़ै-लिखैक जगह। जेकर अपन निर्धारित सीमा-सरहद अछि।तँए, एक सिमानक बीच रहि कियो अपनाकेँ पार-घाट लगैबतो अछि आ लगबौ चाहैए।

धीरेन्द्रकेँ पिता-पुत्रक बीच जे सीमा अछि तइमे जहिना पिता जीबेन्द्रछथिन तहिना पुत्र धीरेन्द्रो अछि। माने ई जे अनेको क्रिया-कलापक बीच पिता-पुत्रक जीवन अछिए। मुदा अखन से नहि। अखन एतबे जे जेतेक उचित खर्च विद्यार्थीक छल ओ धीरेन्द्र जहिना निमाहि रहल अछि तहिना जीबेन्द्रसेहो अपन पुत्रक हिसाबसँअपन माहवारी खर्चो आ स्वतंत्रतो देब निमाहि रहल छैथ। मुदा ऐ सीमाक बीच धीरेन्द्र अपन कोर्सक किताब सिलेबशक अनुसार पिताक पाइसँ कीनि नेने छल मुदा शिक्षकक मुहसँ अनेको अन्य किताबक नाओं सुनि मन तँ उछटबे कएल। जइसँ धीरेन्द्र प्रतिदिन एक घन्टा कौलेजक रीडिंग रूममे बैस नव-नव पोथी पढ़ैतरहल अछि। कौलेजक रीडिंग रूम, पुस्तकालय आ कार्यालय तीनू कोठरी एक्के मकानमे जुड़ल अछि। तीनूक बीचक देवालमे शीशा लागल अछि जइसँ एक दोसर कोठरीकेँ नीक जकाँ देखल जाइए।

धीरेन्द्र रीडिंग रूममे कुर्सीपर बैस टेबुलपर तीन-चारिटा किताब रखि एकटाकेँ उनटा रहल छल, तहीकाल जगमोही पुस्तकालयक पैछलाकिताब जमा करैत ऐगला लइले आलमारी देखए लगल। ओना, पुस्तकालयक सभ पोथी रजिष्टरमे अंकितऐछे मुदा ओदोसर विद्यार्थी देख रहल छल।

नमगर-चौड़गर रीडिंग रूमक कोठरी, दर्जनो आलमारी किताबसँ सजल अछिए। एकसँ दू आलमारी प्रति विषयक किताबसँ सजौल फुटा-फुटा लगौल अछि। बीचमे बइसैले कुरसीक संग टेबुल सेहो लगले अछि।

जइसँ बिनु बँटवारा केनहुँ बैइसैक जगह बँटाइये गेल अछि। माने ई जे आलमारीक लगेमे कियो बैस कऽ पढ़बकेँ नीक बुझबे करैए। धीरेन्द्र अपन समयानुसार रीडिंग रूममे किताब सभ टेबुलपर रखि कलमसँ कॉपीमे लिख पुन: किताब उनटबैतरहए। पुस्तकालयक आलमारीमे जगमोही किताब खोजि रहल छल। पुस्तकालयो आ रीडिंगो रूमक आलमारी हाथ-हाथ भरिक दूरीमे सजल अछि। पुस्तकालयक दुनू आलमारी खोलि जगमोही किताब खोजि रहल छल आ दोसर दिस धीरेन्द्र दुनू आलमारी खोलि किताब निकालि टेबुल सजौने छल।

दू आलमारीक बीचक जे जगह अछि ओइ बीच होइत जगमोही धीरेन्द्रकेँ देख रहल छल। तही बीच पुस्तकालयक किछु किताब गड़बड़ भऽ गेल रहै तेकर कहाकही ऑफिसमे उठल। मुदा किताब तँ किताब छी, आगियोमे जरैबला, पानियोमे गलैबला आ दिबारो-दिम्मककेँ खाइबला, तैठाम अनेरेक ने कहा-कही भेल। खाएर..,जेकरा माए-बाप जन्म दइए से तँ माए-बापकेँ बिसैर जाइए,ई तँकौलेजक पुस्तकालयक किताब छी,एकरके माए-बाप छै!अनेरे के एते आलमारीकेँ उधेसत। ओना, देवालक बीच शीशा लगल रहने जहिना जगमोही पुस्तकालयमे बन्न अछि तहिना रीडिंग रूपमे धीरेन्द्रोबन्ने अछि मुदा देख रहल छल दुनू एक-दोसरकेँ।

ओना, अखन तकक तरपेसकी जानकारीमे जहिना जगमोही अपन मामा गामक धीरेन्द्रकेँ बुझैततहिना धीरेन्द्रो अपना गामक भगिनी जगमोहीकेँ बुझैत। मुदा अखन धरि एको दिन बात-चीत नहि भेल।..पुस्तकालयक कार्यालयमे कहा-कही भेने सबहक धियान ओइ दिस भेल आ जगमोहीक धियान धीरेन्द्र दिस भेल। शुरूमे जगमोही मोट-मोट किताब धीरेन्द्रक टेबुलपर राखल देख थोड़ेक सहमल जरूर मुदा एते तँ आत्म-शक्ति जगिये गेल छेलै जे धीरेन्द्र मामा गामक छी। चाहे तँ नाना दाखिलमे हुअए वा मामा दाखिलमे वा भाइक दाखिलमे, मुदा अंगीत तँ छीहे। जँ सेहो नइ छी तैयो एक कौलेजक एक क्लासक आ एक विषयक संगी तँ भेबे कएल। जखन एक्के विषयक संगी छी तखन जीवनक क्रियो-कलाप तँ एक्केरंग ने हएत। केना कोयलाखानक श्रमिक अपनाकेँ लेबर क्लास कहि एकठाम बैसार-उसार करैए। केना खेतक धान रोपनिहार धनरोपनिया कहबैए। कहाँ केतौ मर्द-औरतक भेद छइ। एक दिस मातृकक सम्बन्ध, दोसर दिस कौलेजक सम्बन्ध अछिए, तैसंग एक उमेरक सियान सेहो दुनू गोरेछीहे। तखन गप-सप्प करैमे बाधा की? चोरनुकबा प्रेममे कोनो दम होइए, ओ तँ चोर सबहक क्रियाभेल। प्रेम तँ सार्वभौम अछि।विचारक प्रेम, बेवहारक प्रेम, जिनगी जीबैक प्रेमइत्यादि, जे लोकचोरा-नुका कऽ किए करत।

दू आलमारीक बीचक रस्ता देने शीशाक देवाल पार करैत जगमोही धीरेन्द्रक अनुकरण करए लगल। धीरेन्द्र जहिना किताबमे आँखि गाड़ि, समुद्री हीरा जकाँ पाँति खोजि कॉपीमे नोट कए रहल छल, तेकर हू-ब-हू फोटोग्राफी जगमोही अपन बुधिक डायरीमे उतारए लगल। दस मिनटक फोटोग्राफीक रील जगमोही मनमे गढ़ि नेने छल।






ন: ন । না । নি । নী । নু । নূ | নে | নৈ |
নো | নৌ | নং | নঃ

**प**: **प । पा । पि । पी । पु । पू। पे। पै।**
**पो। पौ। पं। पः**
প: প । পা । পি । পী । পু । পূ | পে | পৈ
| পো | পৌ | পং | পঃ

**फ**: **फ । फा । फि । फी । फु । फू। फे।**
**फै। फो। फौ। फं। फः**
ফ: ফ । ফা । ফি । ফী । ফু । ফূ | ফে |
ফৈ | ফো | ফৌ | ফং | ফঃ

**ब**: **ब । बा । बि । बी । बु । बू। बे। बै।**
**बो। बौ। बं। बः**
ৰ: ৰ । ৰা । ৰি । ৰী । ৰু । ৰূ | ৰে | ৰৈ
| ৰো | ৰৌ | ৰং | ৰঃ

**भ**: **भ । भा । भि । भी । भु । भू। भे।**
**भै। भो। भौ। भं। भः**
ভ: ভ । ভা । ভি । ভী । ভু । ভূ | ভে |
ভৈ | ভো | ভৌ | ভং | ভঃ

**म**: **म । मा । मि । मी । मु । मू। मे। मै।**
**मो। मौ। मं। मः**

ম: ম । মা । মি । মী । ম্ব (ঝ ) । মূ | মে |
মৈ | মো | মৌ | মং | মঃ

**य: य । या । यि । यी । यु । यू। ये। यै।**

**यो। यौ। यं। यः**

য: য । যা । যি । যী । য্ব । যূ | যে | যৈ
| যো | যৌ | যং | যঃ

**र: र । रा । रि । री । रु । रू। रे। रै।**

**रो। रौ। रं। रः**

ব: ব । বা । বি । বী । রু । রূ | বে | বৈ
| বো | বৌ | বং | বঃ

**ल: ल । ला । लि । ली । लु । लू। ले। लै।**

**लो। लौ। लं। लः**

ন: ন । না । নি । নী । ন্ব । নূ | নে | নৈ
| নো | নৌ | নং | নঃ

**व: व । वा । वि । वी । वु । वू। वे। वै।**

**वो। वौ। वं। वः**

র: র । রা । রি । রী । র্ । রূ | রে | রৈ |
রো | রৌ | রং | রঃ

**स: स । सा । सि । सी । सु । सू। से।**

**सै। सो। सौ। सं। सः**

স: স । সা । সি । সী । স্ব । সূ | সে | সৈ
| সো | সৌ | সং | সঃ

**षः षा । षा । षि । षी । षु । षू। षे।**
**षै। षो। षौ। षं। षः**
ষ: ষ । ষা । ষি । ষী । ষ্ব । ষূ | ষে | ষৈ
| ষো | ষৌ | ষং | ষঃ

**शः श । शा । शि । शी । शु । शू। शे। शै।**
**शो। शौ। शं। शः**
শ: শ । শা । শি । শী । শ্ব । শূ | শে | শৈ
| শো | শৌ | শং | শঃ

**हः ह । हा । हि । ही । हु । हू। हे। है।**
**हो। हौ। हं। हः**
হ: হ । হা । হি । হী । হু (হ্) । হূ | হে |
হৈ | হো | হৌ | হং | হঃ

**क्षः क्ष । क्षा । क्षि । क्षी । क्षु । क्षू। क्षे।**
**क्षै। क्षो। क्षौ। क्षं। क्षः**
ক্ষ: ক্ষ । ক্ষা । ক্ষি । ক্ষী । ক্ষু । ক্ষূ | ক্ষে |
ক্ষৈ | ক্ষো | ক্ষৌ | ক্ষং | ক্ষঃ

**त्रः त्र । त्रा । त्रि । त्री । त्रु । त्रू। त्रे। त्रै।**

**त्रो। त्रौ। त्रं। त्रः**

ত্র: ত্র । ত্রা । ত্রি । ত্রী । ত্রু । ত্রূ | ত্রে | ত্রৈ
ত্রো| ত্রৌ |ত্রং | ত্রঃ

**ज्ञ: ज्ञ।ज्ञा।ज्ञि।ज्ञी।ज्ञु।ज्ञू| ज्ञे| ज्ञै| ज्ञो| ज्ञौ| ज्ञं| ज्ञः**

জ্ঞ: জ্ঞ । জ্ঞা । জ্ঞি । জ্ঞী । জ্ঞু । জ্ঞূ | জ্ঞে

| জ্ঞৈ | জ্ঞো | জ্ঞৌ | জ্ঞং | জ্ঞঃ

**सांख्य ० | १ | २ | ३ | ४ | ५ | ६ | ७ | ८ |
९**

সাংখ্য
০ । ১ । ২ । ৩ । ৪ । ৫ । ৬ । ৭ | ৮ |
৯

**क का कि की कु कू कृ कॄ क्लृ क्लॄ** कॅ **के कॆ कै
कॉ को कॊ कौ कं कः**

ক কা কি কী কু কূ কৃ কৄ কৢ কৣ ক◌ॅ কে ক◌ॆ কৈ
ক◌ॉ কো ক◌ॊ কৌ কং কঃ

*সিদ্ধিরস্তু*








Ist edition 2009 of **Learn Braille through Mithilakshara**

author Gajendra Thakur

*published by* SHRUTI PUBLICATION
21/8, Ground Floor, New Rajendra Nagar, New Delhi-110008
Tel.: (011) 25889656-58 Fax: 011-25889657
ISBN : 978-93-80538-56-3



Price: Rs. 5/- (INR)

SHRUTI PUBLICATION
Website: http://www.shruti-publication.com
e-mail: shruti.publication@shruti-publication.com

Designed by: Prity Thakur

Printed & Typeset at: Ajay Arts, Delhi-110002

*Distributor :*
**M/S AJAY ARTS**
4393/4-A, Ist Floor, Ansari Road,
Darya Ganj, New Delhi-110002
(O) 011-23288341, 9968170107

**Devanagari, Mithilakshara and Braille**

**देवनागरी, मिथिलाक्षर आ ब्रेल लिपि**

**দেরনাগরী, মিথিনাক্ষর শ্বা ব্রেন নিপি**

फ्रांसक लुइस ब्रेल -अठारह सए नौ ई. मे जन्म आ अठारह सए बावन ई.मे मृत्यु- जे अपने आन्हर छलाह पन्द्रह बर्खक अवस्थामे ब्रेल लिपिक आविष्कार आँखिसँ विहीन लोकक लेल कएने रहथि। एहि लिपिमे कागजपर विशेष प्रिंटरसँ उठल-उठल बिन्दुक माध्यमसँ -जकरा हाथक स्पर्शसँ अनुभव कएल जा सकए- भाषाक संप्रेषण होइत अछि। एकरा दुनू हाथक स्पर्शसँ पढ़ल जाइत अछि। दहिना हाथ संदेशकेँ रूपान्तरित कए संप्रेषित करैत अछि आ वाम हाथ अगिला पंक्तिक प्रारम्भक अनुभव करैत अछि। एहि लिपिकेँ सामान्यतः डेढ़ सए शब्द प्रति मिनटक गतिसँ पढ़ल जा सकैत अछि जे आँखि द्वारा पढ़ल जाएबला सामान्य शब्द संख्या तीन सए शब्द प्रति मिनटक अदहा अछि।

एहि लिपिक आधारकेँ सेल कहल जाइत अछि। एकटा सेलक निर्माण छह टा बिन्दुक संयोजनसँ होइत अछि। एहिसँ तिरसठि प्रकारक विभिन्न वर्णक अक्षर-संख्या आ विराम-अर्द्धविराम आदि चेन्ह- निर्माण होइत अछि।

ফ্রাংসক ন্বওস ব্রেন -শ্বঠাবহ সএ নৌ ঙ. মে জন্ম শ্বা শ্বঠাবহ সএ রাবন ঙ.মে মৃত্যু- জে শ্বপনে শ্বান্হব ছনাহ পন্দ্রহ বর্খক শ্বরস্থামে ব্রেন নিপিক শ্বারিষ্কাব শ্বাঁখিসঁ রিহীন নোকক নেন কএনে বহথি। এহি নিপিমে কাগজপব রিশেষ প্রিংটবসঁ উঠন-উঠন রিন্দুক মাধ্যমসঁ -জকবা হাথক স্পর্শসঁ শ্বনুভর কএন জা সকএ- ভাষাক সংপ্রেষণ হোওত শ্বছি। একবা দুনূ হাথক স্পর্শসঁ পঢ়ন জাওত শ্বছি। দহিনা হাথ সংদেশকেঁ রূপান্তবিত কএ সংপ্রেষিত কবৈত শ্বছি শ্বা রাম হাথ শ্বগিনা পংক্তিক প্রাবম্ভক শ্বনুভর কবৈত শ্বছি। এহি নিপিকেঁ সামান্যতঃ ডেঢ় সএ শব্দ প্রতি মিনটক গতিসঁ পঢ়ন জা সকৈত শ্বছি জে শ্বাঁখি দ্বাবা পঢ়ন জাএরনা সামান্য শব্দ সংখ্যা তীন সএ শব্দ প্রতি মিনটক শ্বদহা শ্বছি।

এহি নিপিক শ্বাধাবকেঁ সেন কহন জাওত শ্বছি। একটা সেনক নির্মাণ ছহ টা রিন্দুক সংযোজনসঁ হোওত শ্বছি। এহিসঁ তিবসঠি প্রকাবক রিভিন্ন রর্ণক -শ্বক্ষব-সংখ্যা শ্বা রিবাম-শ্বর্দ্ধরিবাম শ্বাদি চেন্হ- নির্মাণ হোওত শ্বছি।








[illegible]



| Devanagari | MithilakShara | Braille |
|---|---|---|
| **'अ','आ', 'इ', 'ई', 'उ', 'ऊ'** | 'অ','আ', 'ই', 'ঈ', 'উ', 'ঊ' | '⠁','⠜', '⠊', '⠔', '⠥', '⠳' |
| **'ए', 'ऐ', 'ओ', 'औ', 'ऋ'** | 'এ', 'ঐ', 'ও', 'ঔ', 'ঋ' | '⠑', '⠌', '⠕', '⠪', '⠐⠗' |
| one byte nukta varnas<br>**"क़","ख़","ग़","ज़",**<br>**"ड़","ढ़","फ़","य़"** | one-byte nukta varnas<br>**"ক়","খ়","গ়","জ়",**<br>**"ড়","ঢ়","ফ়","য়"** | one-byte nukta varnas<br>'⠄', '⠅', '⠇', '⠉', '⠊', '⠔', '⠋', '⠄' |
| two-byte nukta varnas<br>**"क़", "ख़", "ग़", "ज़", "फ़"** | two-byte nukta varnas<br>**"ক়", "খ়", "গ়",**<br>**"জ়", "ফ়"** | two-byte nukta varnas<br>"⠅", "⠭",<br>"⠐⠣", "⠷",<br>"⠐⠖" |
| 'क', 'ख', 'ग', 'घ', 'ङ' | 'ক', 'খ', 'গ', 'ঘ', 'ঙ' | '⠅', '⠨', '⠛', '⠣', '⠬' |
| 'च', 'छ', 'ज', 'झ', 'ञ' | 'চ', 'ছ', 'জ', 'ঝ', 'ঞ' | '⠉', '⠡', '⠚', '⠴', '⠒' |
| 'ट', 'ठ', 'ड़', 'ड', 'ढ़', 'ढ', 'ण' | 'ট', 'ঠ', 'ড়', 'ড', 'ঢ়', 'ঢ', 'ণ' | '⠾', '⠺', '⠻', '⠫', '⠐⠿', '⠿', '⠼' |
| 'त', 'थ', 'द', 'ध', 'न' | 'ত', 'থ', 'দ', 'ধ', 'ন' | '⠞', '⠹', '⠙', '⠮', '⠝' |
| 'प', 'फ', 'ब', 'भ', 'म' | 'প', 'ফ', 'ব', 'ভ', 'ম' | '⠏', '⠖', '⠃', '⠘', '⠍' |






| | | |
|---|---|---|
| 'य', 'र', 'ल', 'ळ', 'व' | 'য', 'ব', 'ল', 'ळ', 'র' | '⠽', '⠗', '⠇', '⠸', '⠧' |
| 'श', 'ष', 'स', 'ह' | 'শ', 'ষ', 'স', 'হ' | '⠩', '⠯', '⠎', '⠓' |
| 'क्ष', 'ज्ञ' | 'ক্ষ', 'জ্ঞ' | '⠟', '⠱' |
| 'ऽ', '्', 'ा', 'ॉ', 'ि', 'ी', 'ु', 'ू', 'े', 'ै', 'ो', 'ौ', 'ं', 'ँ', 'ृ', 'ः', '.', '।' | 'ঽ', '্', 'া', 'ॉ', 'ি', 'ী', 'ু', 'ূ', 'ে', 'ৈ', 'ো', 'ৌ', 'ং', 'ঁ', 'ৃ', 'ঃ', '.', '।' | '⠄', '⠈', '⠜', '⠹', '⠊', '⠔', '⠥', '⠳', '⠑', '⠌', '⠕', '⠪', '⠰', '⠄⠰', '⠐⠗', '⠠' |
| ० १ २ ३ ४ ५ ६ ७ ८ ९ | ০ ১ ২ ৩ ৪ ৫ ৬ ৭ ৮ ৯ | 0 1 2 3 4 5 6 7 8 9 |






Ist edition 2009 of **Learn International Phonetic Alphabet through Mithilakshara** author Gajendra Thakur

*published by* SHRUTI PUBLICATION
21/8, Ground Floor, New Rajendra Nagar, New Delhi-110008
Tel.: (011) 25889656-58 Fax: 011-25889657
ISBN : 978-93-80538-57-0



Price: Rs. 5/- (INR)

SHRUTI PUBLICATION
Website: http://www.shruti-publication.com
e-mail: shruti.publication@shruti-publication.com

Designed by: Prity Thakur

Printed & Typeset at: Ajay Arts, Delhi-110002

*Distributor :*
**M/S AJAY ARTS**
4393/4-A, Ist Floor, Ansari Road,
Darya Ganj, New Delhi-110002
(O) 011-23288341, 9968170107

**Devanagari, Mithilakshara and International Phonetic Alphabet**

| **Devanagari** | **Mithilakshara** | **International Phonetic Alphabet** |
|---|---|---|
| अ | অ | ə |
| आ | আ | ɑ ː |
| इ | ই | i |
| ई | ঈ | i ː |
| उ | উ | u |
| ऊ | ঊ | u ː |
| ए | এ | e ː |
| ऐ | ঐ | a ː i |
| ओ | ও | o ː |
| औ | ঔ | a ː u |
| ऋ | ঋ | ɹ̩ |
| ॠ | ৠ | ɹ̩ ː |
| ऌ | ঌ | l̩ |
| ॡ | ৡ | l̩ ː |
| अं | অং | $^{n}$ |
| अः | অঃ | h |
| क | ক | kə |
| क़ | ক় | qə |
| ख | খ | k ə |
| ख़ | খ় | xə |
| ग | গ | gə |
| ग़ | গ় | ɣə |
| घ | ঘ | g ə |
| ङ | ঙ | ŋə |
| च | চ | cə |
| छ | ছ | c ə |
| ज | জ | ɟə |
| ज़ | জ় | zə |
| झ | ঝ | ɟ ə |







| | | |
|---|---|---|
| ञ | এঙ | ɲə |
| ट | ট | ʈə |
| ठ | ঠ | ʈ ə |
| ड | ড় | ɖə |
| ड़ | ড় | ɽə |
| ढ | ঢ | ɖ ə |
| ढ़ | ঢ় | ɽ ə |
| ण | ণ | ɳə |
| त | ত | t̪ə |
| थ | থ | t̪ ə |
| द | দ | d̪ə |
| ध | ধ | d̪ ə |
| न | ন | nə |
| प | প | pə |
| फ | ফ | p ə |
| फ़ | ফ় | fə |
| ब | ব | bə |
| भ | ভ | b ə |
| म | ম | mə |
| य | য | jə |
| र | ব | rə |
| ल | ল | lə |
| व | ৱ | və |
| श | শ | ɕə |
| ष | ষ | ʂə |
| स | স | sə |
| ह | হ | ɦə |
| क्ष | ক্ষ | kʃə |
| त्र | ত্র | t̪rə |
| ज्ञ | জ্ঞ | gjə |
| श्र | শ্র | ɕcə |
| ् | ্ | ◌̥ |
| ा | া | ɑ ː |






| | | |
|---|---|---|
| ि | 𑒱 | i |
| ी | 𑒲 | i ː |
| ु | 𑒳 | u |
| ू | 𑒴 | u ː |
| ृ | 𑒵 | ɹ |
| े | 𑒺 | e ː |
| ै | 𑒻 | a ː i |
| ो | 𑒼 | o ː |
| ौ | 𑒾 | a ː u |
| ं | 𑓀 | n |
| ँ | 𑒿 | n |
| ं | 𑓀 | n |
| ँ | 𑒿 | n |
| ः | 𑓁 | h |






*महाकवि विद्यापति ठाकुर 1350-1435*

*विद्यापति ठक्कुरः 1350-1435 विषएवार बिस्फी-काश्यप (राजा शिवसिंहक दरबारी) आ संस्कृत आ अवहट्ठ लेखक। कीर्तिलता, कीर्तिपताका, पुरुष परीक्षा, गोरक्षविजय, लिखनावली आदि ग्रंथ समेत विपुल संख्यामे कालजयी रचना।* **विद्यापति**(१३५०-१४५०)विद्यापतिक जन्म १३७० ई.क लगातिमे बिस्फी गाममे भेलन्हि। हिनकर परवर्ती सभ आइ-काल्हि सौराठ गाममे रहैत छथि। एकर प्रमाण निम्न गप सभसँ लगैत अछि। १३९४-९६ क बीच कएल पदक समर्पण गियासौद्दीन आजमशाह आ नसरत शाहकेँ कएल गेल अछि। देव सिंहक आदेश सँ १४०० ई.क लगातिमे ई ‘‘भू-परिक्रमा लिखलन्हि। १४०२-०४ क बीच कीर्तिलताक रचना कीर्ति सिंहक राज्यकालमे कएलन्हि। १४०९-१४१५ ई.क बीच कीर्तिपताकाक रचना। पूर्वार्ध १४०९ क लगातिमे मे हरि केलि अर्जुन सिंहक कीर्तिगाथासँ सम्बन्धित अछि आ उत्तरार्ध १४१५ क लगातिमे शिवसिंहक युद्ध आ तिरोधानसँ सम्बद्ध अछि। विद्यापति जीक आदेशसँ १४१० ई. मे ‘‘काव्य प्रकाश विवेक’’क प्रतिलिपि बनाओल गेल। १४१० ई.मे शिवसिंहक राज्यारोहण भेल आ एहि उपक्ष्यमे विद्यापतिकेँ बिसपीक दानपत्र प्रदान कएल गेल। शिवसिंहक राज्यकाल १४१०-१४ ई. धरि रहल आ एहि अवधिमे गोरक्ष विजय नाटक आ पुरुष-परीक्षा अधिकांश भागक रचना भेल। १४१६ ई. क लगाति पुरादित्यक आदेशसँ लिखनावलीक निर्माण भेल। १४२८ ई. मे भागवत पुराणक विद्यापति लिखित प्रतिलिपि पूर्ण भेल। १४२७-१४३९ ई. मे पद्म सिंहक महारानी विश्वास देवी क आदेशसँ शैव सर्वस्वसार, शैव सर्वस्वसार प्रमाण भूत संग्रह आ गंगा वाक्यावलीक रचना, १४५३-६० ई.क लगाति राजा नरसिंह दर्पनारायण आ रानी धीरिमतिक समयमे विभागसार, व्याडिभक्ति तरंगिणी आ दानवाक्यावलीक रचना भेल। १४५५ ई. क लगाति भैरव सिंहक अनुज्ञासँ ‘‘दुर्गाभक्ति तरंगिणी’’क रचना भेल आ १४६१ ई. मे श्री रूपधर हिनकासँ छात्र रूपमे अध्ययन कएलन्हि। १४६५ ई.क आसपास हिनकर मृत्यु भेल होएतन्हि, जनश्रुति अछि जे ई दीर्घायु भेल छलाह आ सए बरखक आयु प्राप्त कएने छलाह। हिनकर रचनामे एक बेर जगज्जननी सीताक चरचा एहि रूपमे आएल अछि-

I.

इन्द्रस्येव शची समुज्जवलगुणा गौरीव गौरीपतेः कामस्येव रतिः स्वभावमधुरा सीतेव रामस्य या। विष्णोः श्रीरिव पद्मसिंहनृपतेरेषा परा प्रेयसी विश्वख्यातनया द्विजेन्द्रतनया जागर्ति भूमण्डले॥9॥

उपर्युक्त पद्य विद्यापतिकृत शैवसर्वस्वसारक प्रारम्भक नवम श्लोक छी। एकर अर्थ अछि- उत्कृष्ट गुणवती, मधुर स्वभाववाली, ब्राह्मण-वंशजा, नीति-कौशलमे विश्वविख्यातओ’ महारानी विश्वासदेवी सम्प्रति संसारमे सुशोभित छथि, जे पृथ्वी-पति पद्मसिंहकेँ तहिना प्रिय छलीह जहिना इन्द्रकेँ शची, शिवकेँ गौरी, कामकेँ रति , रामकेँ सीता ओ’ विष्णुकेँ लक्ष्मी॥9॥

**चन्दा झा (१८३१-१९०७),** मूलनाम चन्द्रनाथ झा, ग्राम- पिण्डारुछ, दरभंगा। कवीश्वर, कविचन्द्र नामसँ विभूषित। ग्रिएर्सनकेँ मैथिलीक प्रसंगमे मुख्य सहायता केनिहार।
कृति- मिथिला भाषा रामायण, गीति-सुधा, महेशवाणी संग्रह, चन्द्र पदावली, लक्ष्मीश्वर विलास, अहिल्याचरित आऽ विद्यापति रचित संस्कृत पुरुष-परीक्षाक गद्य-पद्यमय अनुवाद।






**रामलोचन शरण** 1889-1971, सीतामढ़ीमे जन्म आ दरभंगामे मृत्यु। "मैथिली रामचिरत मानस" सहित तुलसीदासक समस्त रचनाक मैथिलीमे लेखन। मिथिलाक्षरमे मैथिलीक प्रकाशनक प्रारम्भ केनिहार। प्रकाशन-संस्था "पुस्तक भण्डार", लहेरियासराय, पटनाक संथापक।

**महाकवि लालदास 1856-1921**

हिनक जन्म खड़ौआ ग्राममे १८५६ ई. मे तथा मृत्यु १९२१ ई. मे भेलन्हि । हिनक अनेक रचना उपलब्ध होइत अछि, यथा–रमेश्वर चरित रामायाण,' स्त्री शिक्षा,' 'सावित्री-सत्यवान,' 'चण्डी चरित,' 'विरुदावली,' 'दुर्गा सप्तशती,' तन्त्रोक्त मिथिला माहात्म्य' आदि । मैथिलीक अतिरिक्त ई संस्कृत, हिन्दी तथा फारसीक ज्ञाता छलाह । कविताक अतिरिक्त गद्यमे सेहो ई रचना कएल । रमेश्वर चरित रामायण हिनक सभसँ विशिष्ट ग्रन्थ अछि । राम-कथाक उल्लेखमे सीताक महिमाक महत्त्व दए मिथिला तथा मैथिलीक प्रति ई अपन श्रद्धा तथा भक्तिकेँ व्यक्त कएल अछि ।

**म. म. परमेश्वर झा** 1856-1924

जन्म 1856 ई. मे तरौनी ग्राम (दरभंगा) जिलामे भेल छलन्हि तथा निधन 1924 ई. मे । संस्कृत व्याकरणक ई दिग्गज विद्वान् छलाह तथा 'वैयाकरण केशरी' क उपाधिसँ विभूषित छलाह । मैथिली साहित्यमे अपन कृति 'मिथिलातत्त्व विमर्श' तथा 'सीमंतिनी आख्यायिका'क कारणे महत्त्वपूर्ण स्थान रखैत छथि । ई महाराज रमेश्वर सिंहक दरवारमे राज-पंडितक पदपर अनेको वर्ष धरि सुप्रतिष्ठित छलाह ।

**मुकुन्द झा ''बख्शी''** 1869-1936

जन्म हरिपुर बख्शी टोल ग्राम (मधुबनी जिला) मे 1869 ई. मे भेल तथा हिनक निधन काशीमे 1937 ई. मे भेलन्हि । हिनक लिखल संस्कृत मे अनेक ग्रंथ अछि । मैथिलीमे हिनक महत्त्वपूर्ण कृति अछि 'मिथिला भाषामय इतिहास' । एकर अतिरिक्त मैथिलीमे हिनक स्फुट निबन्ध सभ सेहो प्रकाशित भेल । मिथिलाक ऐतिहासिक वर्णन सभसँ पहिने हिनके प्रकाशित भेल । एहि इतिहासमे मिथिलाक सर्वतोमुखी परिचय प्रस्तुत कएल गेल अछि ।

**डॉ. सर गंगानाथ झा** 1871-1941

जन्म मधुबनी जिलाक सरिसब-पाही ग्राममे 1871 ई. मे भेल तथा निधन प्रयागमे 1941 ई. मे । ई अपना समयक संस्कृतक प्रकाण्ड विद्वान म. म. चित्रधर मिश्र, म. म. जयदेव मिश्र तथा म. म. शिवकुमार शास्त्रीसँ मीमांसा एवं दर्शनक अध्ययन कएलन्हि तथा दर्शनक विभित्र दुरूह ग्रंथक अङरेजीमे अनुवाद कए पाश्चात्य संसारक ध्यान आकृष्ट कएलन्हि । ई गवर्नमेन्ट संस्कृत कॉलेज बनारसमे 1917 सँ 1923 धरि प्रिसिपल छलाह तथा एलाहाबाद विश्वविद्यालयक 1923 सँ 1932 पर्यन्त कुलपति रहलाह । मैथिलीमे हिनक सम्पादित चन्दा झाक 'महेशवाणी संग्रह' तथा 'गणनाथ-विन्ध्यनाथ पदावली' प्रकाशित अछि । मैथिली साहित्य परिषद्






द्वारा प्रकाशित हिनक 'वेदान्त दीपक' (दर्शन) विषयक अपूर्व ग्रंथ अछि । एहिसँ भिन्न हिनक निबंध सभ सामयिक मैथिली पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित अछि ।

**बलदेव मिश्र** 1890-1975

हिनक जन्म सहरसा जिलाक वनगाँव ग्राममे 1890 ई. मे एवं निधन फरवरी, 1975मे भेलन्हि । प्रारम्भमे पं. गेनालाल चौधरीसँ ज्यौतिष पढ़ि ई काशीमे पं. सुधाकर द्विवेदीजीक शिष्य भेलाह । बहुत वर्ष धरि सरस्वती भवन (वाराणसी) मे हस्तलिखित विभागमे कार्य कएल । पश्चात् पटनाक काशीप्रसाद जयसवाल रिसर्च संस्थानमे अनेक प्राचीन तिब्बती हस्तलिपिकेँ देवनारीमे लिप्यन्तरित कएल। 'मिथिलामोद' प्रकाशन एवं म.म. मुरलीधर झाक प्रोत्साहनसँ ज्यौतिषीजी १९१० ई.सँ 'मोद'मे लिखए लगलाह। हिनक प्रकाशित रचना अछि–'रामायण शिक्षा', 'चन्दा झा', 'संस्कृति', 'भारत शिक्षा', 'गप्प-सप्प विवेक', 'समाज' आदि । पण्डितजी यावत् धरि पटना रहलाह बराबरि 'मिहिर'मे लिखैत रहलाह ।

**सीताराम झा** 1891-1975

जन्म चौगामा ग्राममे १८९१ ई.मे तथा निधन १९७५ ई. मे भेलन्हि । संस्कृतमे ज्योतिष शास्त्रक अनेक रचनाक .अतिरिक्त मैथिलीमे हिनक 'अम्ब चरित' (महाकाव्य), 'सूक्ति सुधा,' लोक लक्षण,' 'पद्धुआचरित,' 'पूर्वापर व्यवहार,' उनटा बसात,' 'अलंकार दर्पण', 'भूकम्प वर्णन', 'काव्य षट-रस', 'मैथिली काव्योपवन', आदि ग्रन्थ उपलब्ध अछि । हिनक गीताक मैथिली अनुवाद सेहो उपलब्ध अछि । मिथिला मोदक सम्पादन १९२० ई.सँ १९२७ ई. धरि ई कएल ।

**बद्रीनाथ झा** 1893-1973

जन्म मधुबनी जिलाक सरिसव ग्राममे १८९३ ई. मे भेलन्हि तथा १९१४ ई. मे ई काशी लाभ कएलिन्ह । बहुत दिन धरि ई मुजफ्फरपुरक धर्म्म समाज संस्कृत कॉलेजमे साहित्यक अध्यापक छलाह । मैथिलीक विख्यात कवि लोकनि यथा सुमनजी, मधुपजी, मोहनजी आदि हिनक शिष्य छथिन्ह । संस्कृत साहित्यमे हिनक अनेक रचना अछि । जाहिमे राधा परिणय' (महाकाव्य) क स्थान विशिष्ट अछि । मैथिलीमे हिनक 'एकावली परिणय' (महाकाव्य) एक नवीन कीर्तिमान स्थापित कएलक। कोनो अलंकारक दृष्टान्त तकबाक हेतु 'एकावली परिणय' पर्याप्त अछि ।

**उमेश मिश्र** 1895-1967

जन्म मधुबनी जिलाक गजहरा ग्राममे 1895 ई. मे भेल छलन्हि । ई एकहतरि वर्षक आयुमे १९६७ ई. मे प्रयागमे स्वर्गवासी भेलाह । ई अपन स्वनाम-धन्य पिता म. म. जयदेव मिश्र तथा म. म. डा. गंगानाथ झाक सान्निध्यमे विद्यार्जन कएल। १९२३ सँ १९५९ धरि मिश्रजी एलाहाबाद विश्वविद्यालयमे संस्कृतक प्राध्यापक छलाह । दरभंगा 'मिथिला शोध संस्थान'क निदेशक पदपर किछु समय कार्य कए १९६२ सँ ६५ धरि कामेश्वर सिंह संस्कृत विश्वविद्यालयक कुलपति रहलाह ।म. म. मुरलीधर झासँ प्रभावित भए 'मिथिलामोद'मे ई लिखब प्रारम्भ कएलन्हि तथा अपन विविध प्रकारक रचनासँ मैथिलीक गद्यकेँ समृद्ध कएलन्हि । मैथिलीमे





हिनक प्रसिद्ध ग्रन्थ अछि–’कमला’ (शेक्सपीयरक ’टेम्पेस्ट’क भावानुवाद), ’नलोपाख्यान’, ‘मैथिली-संस्कृति’ तथा अनेक वर्णनात्मक एवं आलोचनात्मक निबन्ध; मनबोधक कृष्णजन्मक सम्पादन, विद्यापतिक कीर्तिलता, कीर्तिपताका, गोरक्ष विजय आदिक अनुवाद-सम्पादन सेहो कएल।

**अमरनाथ झा** 1897-1955

सरिसब पाहीटोल ग्रामने १८९७ ई. मे भेल । हिनक निधन पटनामे जखन ई बिहार लोक सेवा आयोगक अध्यक्ष छलाह, १९५५ मे भेलन्हि । ई एलाहाबाद विश्वविद्यालयक नओ वर्ष धरि कुलपति रहि पश्चात् हिन्दू विश्वविद्यालयक सेहो कुलपतिक पदकेँ सुशोभित कएलन्हि । ई अंगरेजीक प्रकाण्ड विद्वान् छलाह, ताहि संग हिन्दी, उर्दू, फारसी, संस्कृत, बङ्ला एवं मैथिलीक सेहो अद्भुत विद्वान् छलाह ।मैथिलीमे हिनका द्वारा सम्पादित ‘हर्षनाथ काव्य ग्रन्थावली’ तथा ‘गोविन्ददासक श्रृग्ङारभजन’ महत्त्वपूर्ण अछि । एहिसँ भिन्न हिनक मैथिली साहित्य परिषदक अध्यक्षीय भाषण तथा अन्य लेख प्रकाशित अछि ।

**भोलालाल दास** 1897-1977

हिनक जन्म दरभंगा जिलाक कसरौर मे भेलन्हि । साहित्य सर्जनाक अतिरिक्त अपन संगठन क्षमता तथा मैथिली साहित्यक सर्वतोमुखी विकासक हेतु सतत तत्पर रहबाक कारणेँ भोला बाबू मैथिली संसारक एक स्तम्भक रूपमे रहलाह । हिनक निधन 1977 ई. मे भेल ।

मैथिलीक प्रचार-प्रसारमे ई अपन जीवन समपित कएने छलाह। पाठ्यक्रममे मैथिलीकेँ स्थान हो ताहि हेतु ई बीड़ा उठओलन्हि । विद्यालय स्तरक अनेक पोथीक निर्माण कएल । मैथिली साहित्य परिषदक ई संस्थापक मण्डलक सदस्य छलाह । 1931 सँ 1940 ई. पर्यन्त ओकर प्रधान मन्त्री रहलाह । हिनक मन्त्रित्वकालमे ’भारती’ नामक मासिक पत्रक प्रकाशन भेल । एहिसँ पूर्व (१९२९-३१) कुशेश्वर कुमरजीक संग संयुक्त सम्पादनमे ’मिथिला’ नामक पत्र चलाओल ।

ई नवीन एवं प्रगतिशील विचारक लोक छलाह । ननव लेखककेँ प्रोत्साहित करब, शैलीमे एकरूपता आनब, नव प्रकाशनसँ मैथिलीक साहित्य भंडारक पूर्त्ति करब हिनक कर्त्तव्य बनि गेल छल ।

हिनक लिखल ‘मैथिली व्याकरण’ तथा हिनकहि द्वारा सम्पादित ‘गद्यकुसुमांजलि बहुत दिन धरि विद्यालयमे पढ़ाओल जाइत रहल । हिनक लिखल अनेक निबन्ध समालोचना, कविता, संस्मरण, जीवनी-साहित्य मैथिलीक पत्र-पत्रिकामे छिड़िआएल अछि ।

**कुमार गंगानन्द सिंह** 1898-1971

जन्म–बनैली राजपरिवारमे 24-9-1898, मृत्यु:-श्रीनगर पूर्णिञा 17-1-1970 । भूतपूर्व शिक्षामंत्री, बिहार एबं कुलपति, कामेश्वर सिंह दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालय ।रचना–अगिलही (उपन्यास) तथा अनेक कथा एवं एकांकी । साहित्यकारक रूपमे अगिलही लएकेँ विशेष रव्याति । युगक अनुरूप सामाजिक कुरीति आदिकेँ आधार बनाए सुधारवादी दृष्टिएँ कथा सभहिक रचना|






**रमानाथ झा** 1906-1971

जन्म दरभंगा जिलाक उजान (धर्मपुर) ग्राममे 1906 ई. मे एवं हिनक निधन दरभंगामे १९७१ ई. मे भेलन्हि । 1930 ई. मे अङरेजीमे एम. ए. कएलाक बाद ई कतोक वर्ष धरि मधेपुर उच्च विद्यालयक प्रधानाध्यापक छलाह, तकरा बाद दरभग्ङा-राज-लाइब्रेरीक पुस्तकालयाध्यक्षक रूपमे 1936 सँ अन्तिम समय धरि रहलाह । 1952 सँ 62 चन्द्रधारी मिथिला कॉलेजमे प्रो. झा अङरेजीक प्राध्यापक रूपँ काजka पश्चात् ओही कॉलेजमे मैथिली विभागाध्यक्ष बनाओल गेलाह । 1965 मे रमानाथ बाबू साहित्य अकादमीक मैथिलीक प्रतिनिधि निर्वाचित भेलाह जाहि पद पर ओ जीवनक अन्त समय तक रहलाह ।

हिनक रचनाक क्षेत्र बहुत व्यापक छल । हिनक अनुसंधानात्मक निबंक दू गोट संग्रह 'निबन्धमाला' तथा 'प्रबंध संग्रह' प्रकाशित अछि । संकलित सम्पादित पुस्तक सभमे 'मैथिली पद्य-संग्रह', 'मैथिली गद्य-संग्रह', 'प्राचीन गीत', 'कथा काव्य', 'नवीन गीत', 'कविता कुसुम', 'कथा संग्रह' आदि अछि । 'कथासरित्सागर'क आधार पर प्राञ्जल गद्य शैलीमे हिनक 'उदयन-कथा' तथा 'बररुचि-कथा' बेश ख्याति पओलक । व्याकरणक 'मिथिला भाषा प्रकाश', 'अलक्ङारप्रवेश' आदि अनेक ग्रन्थ प्रकाशित अछि । 'मैथिली साहित्य पत्र' त्रैमासिक पत्रिकाक संपादक।

**काशीकान्त मिश्र ''मधुप''** 1906-1987

'राधाविरह' (महाकाव्य) पर साहित्य अकादेमी पुरस्कार प्राप्त मैथिलीक प्रशस्त कवि आ मैथिलीक प्रचार-प्रसारक समर्पित कार्यकर्ता 'झंकार' कवितासँ क्रान्ति गीतक आह्वान कएलनि । प्रकृति प्रेमक विलक्षण कवि । 'घसल अठन्नी कविताक लेल कथ्य आ शिल्प-संवेदना–दुहू स्तर पर चरम लोकप्रियता भेटलनि।

**कांञ्चीनाथ झा ''किरण''** 1906-1988

जन्म स्थान-धर्मपुर,लोहना रोड, दरभंगा बिहार । मैथिली भाषा आंदोलनमे महत्वपूर्ण भूमिका। 'पराशर' महाकाव्य लेल साहित्य अकादमी ओ 'कथा किरण' लेल वैदेही पुरस्कारसँ सम्मानित । प्रकाशित कृति: चंद्रग्रहण (उपन्यास), वीर-प्रसून (बालकथा), जय जन्मभूमि (एकांकी), विजेता विद्यापति (नाटक), कथा-किरण (कथा-संग्रह), किरण-कवितावली, कतेक दिनक बाद (कविता-संग्रह), पराशर (महाकाव्य) ओ किरण-निबंधावली (निबंध-संग्रह) आदि।

**ईशनाथ झा** 1907-1965

बहुमुखी प्रतिभाक कवि । प्राचीन आ नवीन पद्धतिक काव्य-रचनाक विलक्षण संयोग हिनकर कवितामे भेटैत अछि । दलित वर्ग, शोषणक समस्या, स्वदेश प्रेमक यथार्थवादी रचनाक संग संग व्यक्तिनिष्ठ कल्पनाक अनेक विशिष्ट कविता मैथिलीमे लिखलनि ।

**भुवनेश्वर सिंह 'भुवन'** 1907-1944






अपन खाढ़ीक बहुमुखी प्रतिभाक कवि । प्राचीन आ नवीन रीतिक कविताक रचना विपुल संख्यामे कएलनि । ’भुवन भारती’ कविता संकलन प्रकाशनसँ मैथिली ओज आ नव चेतनाक शंख फुकलनि।



### तंत्रनाथ झा 1909-1984

जन्म १९०९ ई मे दरभंगा जिलाक धर्मपुर ग्राममे भेलन्हि मुत्यु ४-५-’८४,चन्द्रधारी मिथिला कॉलेजमे अर्थशास्त्रक प्राध्यापक छलाह । अवकाश ग्रहण क काव्य साधनामे लागल रहलाह । महाकाव्य, मुक्तक, एकांकी सभ विधामे ई सिद्ध हस्त छलाह । हिनक ’कीचक वंध’ महाकाव्य अङरेजीक ‘ब्लैक्ङ भर्स’ (अमित्राक्षर छन्द) म लिखल अछि । मैथिलीमे ’सौनेट’ एवं ब्लैक्ङ भर्स’क ई प्रथम प्रयोक्ता थिकाह । संस्कृत परम्परामे काव्य रचना करितहुँ पाश्चात्य शैलीक नवीनता हिनका रचनामे भेल । हिनक ’कीचक वध’ ओ ’कृष्ण चरित’ महाकाव्य–‘मङ्गल-पञ्चाशिका’ एवं ‘नमस्या’ मैथिली साहित्यमे अपन विशिष्ट स्थान रखैछ । तकर अतिरिक्त मुक्तक काव्यमे विषय वस्तुक व्यापकता एवं शिल्प शैलिक प्रचुरता अबैत अछि । एक दिश यदि प्राचीन ढंगक ईश्बर वन्दनाक रचना कएलन्हि तँ दोसर दिस ‘सौनेट’ (चतुर्दशपदी) ‘बैलेड’ आदि लिखबामे पूर्ण सफलता प्राप्त कएलन्हि ।‘कृष्ण चरित’ महाकाव्य पर हिनका 1979 ई क साहित्यक अकादमी पुरस्कार भेटलन्हि । 1980 ई. मे हिनका अभिनन्दन ग्रन्थसमर्पित कएल गेलन्हि ।

### सुरेन्द्र झा ‘सुमन’ 1910-2002

जन्म: ग्राम : बल्लीपुर, जिला-समस्तीपुर । प्रकाशित कृति: प्रतिपदा, अर्चना,साओन-भादव,अंकावली, अन्तर्नाद, पयस्विनी, उत्तरा आदि तीससँ अधिक मौलिक कविता-पुस्तक;पुरुष-परीक्षा, अनुगीतांजलि, ऋतु श्रृंगार तथा वर्णरत्नाकर, पारिजात-हरण, कृष्णजन्म, आनन्द-विजय आदि कतिपय ग्रन्थक अनुवाद-संपादन; ’मैथिली काव्य पर संस्कृतक प्रभाव’ नामक समीक्षा-ग्रंथ। ’पयस्विनी’ लेल १९७१ मे साहित्य अकादेमी पुरस्कार तथा ’उत्तरा’ पर १९१८ मे मैथिली अकादेमीक विद्यापति पुरस्कार प्राप्त । मैथिलीक प्रथम दैनिक पत्र ’स्वदेश’क लब्धप्रतिष्ठ सम्पादक।

### उपेन्द्र ठाकुर ‘मोहन’ 1913-1980

जन्म १९१३ ई. मे दरभंगा जिलाक चतरिया ग्राममे भेलन्हि । मृत्यु २४-५-१९८० । संस्कृत शिक्षामे साहित्याचार्य ओ बड़ौदा राजक विद्वत्-परीक्षासँ ‘साहित्य-रत्न’क उपाधिसँ विभूषित भेलाह । दैनिक आर्यावर्तमे आदिअहिसँ, पश्चात् १९६० सँ मिथिला मिहिरक उप-सम्पादक एवं सह-सम्पादक रूपैँ कार्य करैत १९७७ मे सेवा निवृत भेलाह ।मोहनजी करीब पचास वर्ष साहित्य साधनामे लागल रहलाह । विजयानन्द, कुंजरंजन, सुदर्शन, पुण्डरीक, शास्त्री, बामन आदि छद्म नामसँ पत्र-पत्रिकामे विविध विषयपर हिनक लेख सभ प्रकाशित भेल अछि ।मोहन जीक ‘बाजि उठल मुरली’मे १०१ गोट कविताक संकलन अछि जाहिमे हिनक सुदीर्घ काव्य-आराधनाक विभित्र विचारधाराक ओ विभित्र अनुभूतिक सामग्री उपलब्ध अछि । एहि पुस्तकपर मोहन’जीकेँ १९७८ मे साहित्य अकादम् पुरस्कार भेटलन्हि। एहिसँ बहुत पूर्व हिनक ’फुलडाली’ नामक कविता संग्रह सेहो प्रकाशित भेल छल |






**उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' 1917-2002**

जन्म स्थान-हरिपुर वकशीटोल, मधुबनी, बिहार । 'दू-पत्र' लेल साहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित । साहित्य अकादेमीक अनुवाद पुरस्कार प्राप्त । प्रकाशित कृति: कुमार, दू पत्र (उपन्यास), विडंबना, भजना भजले (कथा-संग्रह), पतन संन्यासी, प्रतीक (काव्य), महाभारत (पहिल दू पर्व) आदि।

**ब्रजकिशोर वर्मा 'मणिपद्म' 1918-1986**

जन्म स्थान-बहेड़ा, दरभंगा बिहार । नैका बनिजार (उपन्यास) लेल साहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित । उपन्यासकार, कथाकार ओ कवि । प्रकाशित कृति: कोब्रागर्ल, कनकी, अर्द्धनारीश्वर, लोरिक विजय, नैका-बनिजारा, लवहरि-कुशहरि, राय रणपाल, आदिम गुलाम आदि उपन्यास ओ कंठहार (नाटक) आदि।

**बुद्धिधारी सिंह रमाकर 1919-1991**

जन्म मधुबनीमे 1919 ई. मे भेल । अपन पिता स्व. क्षेमधारी सिंहसँ विभित्र विषयक शिक्षा ग्रहण कएलन्हि । ई रामकृष्ण कॉलेज, मधुबनीक मैथिली विभागाध्यक्ष छलाह । जतएसँ अवकाश प्राप्त कएलन्हि । बाल्या-वस्थहिसँ ई कविकार्यमे लागल रहलाह अछि । संस्कृत तथा मैथिली दुनू भाषामे हिनक रचना प्रकाशित अछि । यथा–मैथिलीमे 'प्रयास' (कथा-संग्रह), 'मधुमती', 'अमरबापू' (कविता-संग्रह), 'शरशय्या' (खंड-काव्य) 'स्मृति साहस्त्री' (महाकाव्य) आदि ।

**गोविन्द झा 1923-**

जन्मस्थान-इसहपुर, सनकोर्थु सरिसब पाही, मधुबनी, बिहार । प्रसिद्धकथाहार,उपन्यासकार, नाटककार, भाषा वैज्ञानिक ओ अनुवादक। साहित्य अकादेमी पुरस्कार, साहित्य अकादेमी अनुवाद पुरस्कारसँ सम्मानित। बिहार सरकारसँ कामिल बुल्के पुरस्कार, ग्रियर्सन पुरस्कार आदिसँ सम्मानित । प्रकाशित कृति: उपन्यास, नाटक, कथा, कविता, भाषा विज्ञान आदि विभिन्न विधामे अड़तीस टा पोथी प्रकाशित । प्रकाशन: सामाक पौती,नेपाली साहित्यक इतिहास (अनु) आदि । प्रबोध सम्मान 2006 सँ सम्मानित।

**सुधांशु शेखर चौधरी 1922-1990**

जन्म दरभंगाक मिश्रटोलामे 1922 ई. मे भेलन्हि तथा मृत्यु 1990 ई. मे भेलन्हि । किछु दिन विभिन्न जीविकामे रहि पश्चात् साहित्यकारक जीवन प्रारम्भ कएल । किछु दिन 'बैदेही'क सम्पादन श्री सुमनजी एवं श्री कृष्णकान्त मिश्रजीक संग कएल तत्पश्चात् 1060 ई. सँ 1982 ई. धरि पटनामे 'मिथिला मिहिर''क सफल सम्पादन कएल ।हिनक दू गोट नाट्यकृति-'भफाइत चाहक जिनगी', लेटाइत आँचर', तथा 'पहिल साँझ' हिनक नाटकक नीक व्यावहारिक अनुभवक परिचायक अछि ।छद्मनामसँ हिनक दू गोट उपन्यास मिहिर' मे प्रकाशित भेल अछि । हिनक उपन्यास ई वतहा संसार' जे मैथिली अकादमी द्वारा प्रकाशित भेल आ जाहि पर 1980 क साहित्य अकादमीक पुरस्कार देल गेल |

**योगानन्द झा 1923-1986**








हिनक जन्म मधुबनी जिलाक कोइलख ग्राममे 1923 ई. मे भेलन्हि । मृत्यु 1986 मे भेलनि । अग्रेजीमे एम. ए. कएलाक पश्चात् ई किछु दिन चन्द्रधरी मिथिला कॉलेजमे प्राध्यापक रहलाह । बिहार प्रशासनिक सेवामे 1981 धरि विभिन्न पदपर कार्य कएल । तत्पश्चात्मैथिली अकादमीक निदेशक '84 धरि ।योगानन्द झाजी मैथिली साहित्यमे अपन उपन्यास 'भलमानुस' एवं 'पवित्रा'क हेतु ख्यात छथि । हिनक नाटक 'मुनिक मतिभ्रम' एवं कथा संग्रह 'उड़ैत वंशी' यथेष्ट प्रतिष्ठा प्राप्त कएने अछि । एकर अतिरिक्त ई महात्मा गान्धीक आत्मकथाक अनुवाद एवं 'आमक जलखरी' नामक एक कथा संग्रहक सम्पादन सेहो कएने छथि |

**रामकृष्ण झा 'किसुन' 1923-1970**

आधुनिक धाराक विशिष्ट कवि, कथाकार, चिन्तक । प्रकाशित कृति: आत्मनेपद (कविता संग्रह), मैथिली नवकविता (सम्पादन)। मृतयुपरान्त 'किसुन रचनावली' तीन खण्डमे प्रकाशित ।

**उमानाथ झा 1923-**

जन्म:-1-1-1923: महरैल, भधुबनी ।भूतपूर्व अङरेजी विभागाध्यक्ष एवं प्रति-कुलपति मिथिला विश्वविद्यालय, दरभंगा । रचना:-रेखाचित्र, अतीत (कथा संग्रह); मैथिली नवीन साहित्य, इन्द्र धनुष, विद्यापति गीतशती (सम्पादन)।

**प्रबोध नारायण सिंह 1924-2005**

हिन्दी, संस्कृत, मैथिली, पाली एवं फारसीक विद्वान्। मिथिला, मैथिल एवं मैथिलीक ई अनन्य भक्त छथि । कलकत्ता रहि मिथिला दर्शन', मैथिली कविता', मैथिली रंगमंच' आदि पत्रिकाक प्रकाशनक माध्यमसँ श्री प्रबोधजी मैथिलीक जे सेवा कएल अछि तकर वर्णन थोड़मे सम्भव नहि । अनेक बङला कृतिक ई अनुवाद सेहो कएल अछि ।हिन्दीमे सेहो हिनक 'कविता संग्रह' प्रकाशित अछि ।कलकत्ता विश्वविद्यालयमे हिन्दीक पूर्व अध्यक्ष।

**चन्द्रनाथ मिश्र अमर 1925-**

जन्म: खोजपुर, मधुबनी । वरिष्ठ कवि, कथाकार-उपन्यासकार । हास्य-व्यंग्यक कवितामे बेजोड़। मैथिलीक लेल समर्पित व्यक्तित्व । पांच दर्जनसं बेसी कथा आ विदागरी, वीरकन्या (उपन्यास) जल समाधि (कथा संग्रह) प्रकाशित । 'पत्रकारिताक इतिहास' लेल साहित्य अकादमीसं सम्मानित। एम. एल. एकेडमी, लहेरिरियासरायसं शिक्षकक रूपमे अवकाश प्राप्त। आशा दिशा, गुदगुदी, युगचक्र, उनटा पाल आदि कविता संग्रह प्रकाशित।

**जयधारी सिंह** 1929-2007

समीक्षक, कवि । प्रकाशन: बौद्धगानमे तांत्रिक सिद्धांत, समीक्षा शास्त्रा अदि । रामकृष्ण कॉलेज, मधुबनीमै मैथिली विभागक पूर्व अध्यक्ष






**गोपालजी झा 'गोपेश' 1931-2008**

जन्म मधुबनी जिलाक मेहथ गाममे १९३१ ई.मे भेलन्हि।हिनकर रचित ''सोन दाइक चिट्ठी'', ''गुम भेल ठाढ़ छी'', ''एलबम'' ''आब कहू मन केहन लगैए'', ''मखानक पात'' प्रकाशित भेल जाहिमे सोनदाइक चिट्ठी बेश लोकप्रिय भेल

**ललित** 1932-1983

जन्म स्थान बसैठ चानपुरा मधुबनी, बिहार । प्रसिद्ध कथाकार ओ उपन्यासकार । प्रकाशित कृति: प्रतिनिधि, (कथा संग्रह), पृथ्वी-पुत्र (उपन्यास) आदि।

**धूमकेतु** 1932-2000

जन्म स्थान कोइलख, मधुबनी, बिहार । प्रसिद्ध कथाकार, उपन्यासकार ओ कवि । प्रकाशित कृति : दू टा कथा संग्रह ओ एक टा उपन्यास ।

**राजमोहन झा 1934-**

जन्म स्थान कुमरबाजितपुर, वैशाली, बिहार । प्रख्यात कथाकार ओ संपादक । आइ काल्हि परसू (कथा-संग्रह) लेल साहित्य अकादेमीसँ सम्मानित । प्रकाशित कृति : एक आदि एकांत, झूठ साँच, एकटा तेसर, अनुलग्नक, आइ काल्हि परसू (कथा संग्रह), गलतीनामा, भनहि विद्यापति, टीप्पणीत्यादि (आलोचना)। 'आरम्भ' पत्रिकाक संपादन।प्रबोध सम्मान 2009 सँ सम्मानित।

**डॉ. धीरेन्द्र 1934-2004**

जन्म स्थान लोहन, सरिसब पाही, मधुबनी, बिहार । प्रसिद्ध कथाकार,उपन्यासकार ओ कवि । प्रकाशित कृति: कुहेस आ किरण, पझाइत घूरक आगि, शतरूपा ओ मनु अपन मन्दिर (कथासंग्रह) हैंगरमे टाँगल कोट, काल्हि ओ आइ (कविता संग्रह) सहित कैक विधामे विभिन्न पोथी।

**सोमदेव 1934-**

उपन्यासकार ओ कवि । साहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित । प्रकाशित कृति: चानोदाइ, होटल अनारकली (उपन्यास), काल ध्वनि (कविता संग्रह), चरैवेति (गीति नाट्य) सोम सतसइ (दोहा)।

**रमानन्द रेणु 1934-**

जन्म स्थान उसमामठ, दरभंगा, बिहार । वरिष्ठ कवि, कथाकार ओ उपन्यासकार। साहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित। प्रकाशित कृति: कचोट, त्रिकोण, अंतहीन आकाश (कथा-संग्रह), दूधफूल (उपन्यास), अंतत:, ओकरे नाम (कविता-संग्रह)






**रामभद्र, धनुषा, नेपाल १९३५-२०२०**

साहित्य तथा अन्यान्य क्षेत्रक कतोक सफल व्यक्तिसभ अपन प्रेरणास्त्रोत आ पथ-प्रदर्शक मानैत छथि । मैथिली साहित्य-क्षेत्रमे हिनक परिचयक मादे एतबाए कहब पर्याप्त होएत जे मैथिलीक मूर्द्धन्य साहित्यकार डा. धीरेन्द्र हिनका मैथिली साहित्यक सर्वश्रेष्ठ कथाकार मानैत छथि ।हिनक कथामे प्रतीकात्मकताक अदभुत प्रयोगहिटा नहि, अपितु एकटा आदर्श कथाक समस्त वैशिष्टसभविद्यमान रहैत अछि । कथाकारक अतिरिक्त ई उत्कृष्ट समालोचक, नाटककार आ कवि सेहो छथि । नेपालमे मैथिलीक पहिल मोनोड्रामा लिखबाक श्रेय सेहो हिनका जाइत छनि ।सामाजिक कुरीतिसभकँ कुशलतासँ चित्रण करबामे, चिन्तनीय बनएबामे आ मन-मस्तिष्कपर अमिट छाप छोड़बामे रामभद्र सिद्धहस्त छथि । धनुषा जिलाक कुर्था गाममे जनमल रामभद्रक पूर्ण नाम रामभद्र कर्ण छनि । अग्ङरेजी विषयक अवकाशप्राप्त शिक्षक रामभद्र व्याकरण, पाठयपुस्तक आ सहायक पुस्तकसभ लिखबाक काजमे निरन्तर सक्रिय छथि।

**केदारनाथ चौधरी 1936-**

जन्म 3 जनवरी 1936 ई नेहरा, जिला दरभंगामे। 1958 ई.मे अर्थशास्त्रमे स्नातकोत्तर, 1959 ई.मे लॉ। 1969 ई.मे कैलिफोर्निया वि.वि.सँ अर्थस्थास्त्र मे स्नातकोत्तर, 1971 ई.मे सानफ्रांसिस्को वि.वि.सँ एम.बी.ए., 1978मे भारत आगमन। 1981-86क बीच तेहरान आ प्रैंकफुर्तमे। फेर बम्बई, पुणे होइत 2000 सँ लहेरियासरायमे निवास। मैथिली फिल्म 'ममता गाबय गीत'क मदनमोहन दास आ उदयभानु सिंहक संग सह निर्माता। तीन टा उपन्यास 2004 मे चमेली रानी, 2006 मे करार, 2008 मे माहुर।

**स्व. श्री हरिमोहन झा (१९०८-१९८४)**

जन्म १८ सितम्बर १९०८ ई. ग्राम+पो.- कुमर बाजितपुर , जिला- वैशाली, बिहार, भारत। पिता- स्वर्गीय पं. जनार्दन झा ''जनसीदन'' मैथिलीक अतिरिक्त हिन्दीक लब्धप्रतिष्ठ द्विवेदीयुगीन कवि-साहित्यकार। शिक्षा-दर्शनशास्त्रमे एम.ए.- १९३२, बिहार-उड़ीसामे सर्वोच्च स्थान लेल स्वर्णपदक प्राप्त। सन् १९३३ सँ बी.एन.कॉलेज पटनामे व्याख्याता, पटना कॉलेजमे १९४८ ई.सँ प्राध्यापक, सन् १९५३ सँ पटना विश्वविद्यालयमे प्रोफेसर तथा विभागाध्यक्ष आऽ सन् १९७० सँ १९७५ धरि यू.जी.सी. रिसर्च प्रोफेसर रहलाह। हिनकर मैथिली कृति १९३३ मे ''कन्यादान'' (उपन्यास), १९४३ मे ''द्विरागमन''(उपन्यास), १९४५ मे ''प्रणम्य देवता'' (कथा-संग्रह), १९४९ मे ''रंगशाला''(कथा-संग्रह), १९६० मे ''चर्चरी''(कथा-संग्रह) आऽ १९४८ ई. मे ''खट्टर ककाक तरंग'' (व्यंग्य) अछि। ''एकादशी'' (कथा-संग्रह)क दोसर संस्करण १९८७ ए. मे आयल जाहिमे ग्रेजुअट पुतोहुक बदलाने ''द्वादश निदान'' सम्मिलित कएल गेल जे पहिने ''मिथिला मिहिर''मे छपल छल मुदा पहिलुका कोनो संग्रहमे नहि आएल छल।श्री रमानथ झाक अनुरोधपर लिखल गेल ''बाबाक संस्कार'' सेहो एहि संग्रहमे अछि। आऽ हुनकर ''खट्टर काका'' हिन्दीमे सेहो १९७१ ई. मे पुस्तकाकार आएल। एकर अतिरिक्त हिनकक स्फुट प्रकाशित-लिखित पद्यक संग्रक ''हरिमोहन झा रचनावली खण्ड ४ (कविता)'' एहि नामसँ १९९९ ई.मे छपल आऽ हिनकर आत्मचरित ''जीवन-यात्रा'' १९८४ ई.मे छपल। हरिमोहन बाबूक ''जीवन यात्रा'' एकमात्र पोथी छल जे मैथिली अकादमी द्वारा प्रकाशित भेल छल आऽ एहि ग्रंथपर हिनका साहित्य अकादमी पुरस्कार १९८५ ई. मे मृत्योपरान्त देल गेलन्हि। साहित्य अकादमीसँ १९९९ ई. मे ''बीछल





कथा'' नामसँ श्री राजमोहन झा आऽ श्री सुभाष चन्द्र यादव द्वारा चयनित हिनकर कथा सभक संग्रह प्रकाशित कएल गेल, एहि संग्रहमे किछु कथा एहनो अछि जे हिनकर एखन धरिक कोनो पुरान संग्रहमे सम्मिलित नहि छल। हिनकर अनेक रचना हिन्दी, गुजराती, मराठी, कन्नड़, तेलुगु आदि भाषामे अनुवादित भेल। हिन्दीमे ''न्याय दर्शन'', ''वैशेषिक दर्शन'', ''तर्कशास्त्र''(निगमन), दत्त-चटर्जीक ''भारतीय दर्शनक'' अंग्रेजीसँ हिन्दी अनुवादक संग हिनकर सम्पादित ''दार्शनिक विवेचनाएँ'' आदि ग्रन्थ प्रकाशित अछि। अंग्रेजीमे हिनकर शोध ग्रंथ अछि- ''ट्रेन्ड्स ऑफ लिंग्विस्टिक एनेलिसिस इन इंडियन फिलोसोफी''।
प्राचीन युगमे विद्यापति मैथिली काव्यकेँ उत्कर्षक जाहि उच्च शिखरपर आसीन कएलनि, हरिमोहन झा आधुनिक मैथिली गद्यकेँ ताहि स्थानपर पहुँचा देलनि। हास्य व्यंग्यपूर्णशैलीमे सामाजिक-धार्मिक रूढ़ि, अंधविश्वास आऽ पाखण्डपर चोट हिनकर लेखनक अन्यतम वैशिष्ट्य रहलनि। मैथिलीमे आइयो सर्वाधिक कीनल आऽ पढ़ल जायबला पीथी सभ हिनकहि छनि।
हरिमोहन झा समग्र

हरिमोहन झा जीक समग्र रचनाक एक बेर सिंहावलोकन कएल जाए।
कथा-एकांकी
१. १.अयाची मिश्र (एकाङ्की) २. मंडन मिश्र (एकाङ्की) ३. महाराज विजय (एकाङ्की)४. बौआक दाम (एकाङ्की)५.रेलक झगड़ा (एकाङ्की) ६. संगठनक समस्या- पत्र शैली ७. ''रसमयी''क ग्राहक पत्र-शैली ८.पाँच पत्र पत्र-शैली ९. दलानपरक गप्प१०.घूरपरक गप्प११.पोखड़िपरक गप्प १२. चौपाड़िपरक गप्प १३.धर्मशास्त्राचार्य १४.ज्योतिषाचार्य १५.पंडितजी
१६.कविजी १७.परिवर्तन १८.युगक धर्म १९.महारानीक रहस्य २०.सात रंगक देवी २१.नौ लाखक गप्प २२.रंगशाला २३.अँचारक पातिल २४.चिकित्साक चक्र २५.रेशमी दोलाइ २६.धोखा २७.प्रेसक लीला २८.देवीजीक संस्कार २९.एहि बाटे अबै छथि सुरसरि धार ३०. कन्याक जीवन ३१. रेलक अनुभव ३२. ग्रामसेविका ३३. मर्यादाक भंग ३४. तिरहुताम ३५.टोटमा ३६.तीर्थयात्रा ३७.अलंकार-शिक्षा ३८.बाबाक संस्कार ३९.द्वादश निदान ४०.ग्रेजुएट पुतोहु ४१.ब्रह्माक शाप ४२.आदर्श भोजन ४३.सासुरक चिन्ह ४४.कालीबाड़ीक चोर ४५.कालाजारक उपचार४६.विनिमय ४७.दरोगाजीक मोंछ ४८.शास्त्रार्थ ४९.विकट पाहुन ५०.आदर्श कुटुम्ब ५१.साझी आश्रम ५२.घरजमाय५३.भदेशक नमूना ५४.बीमाक एजेन्ट ५५.अंगरेजिया बाबू
पद्य
१.सनातनी बाबा ओ कलियुगी सुधारक २.कन्याक नीलामी डाक ३.मिथिलाक मिहिर सँ ४.ढाला झा ५.टी. पार्टी ६.बुचकुन झा ७.पंडित लोकनि सँ ८.निरसन मामा ९.आगि १०.अङरेजिया लड़कीक समदाउनि ११.गरीबनीक बारहमासा १२.श्री यात्रीजीक प्रति : मैथिलीक उक्ति १३.सौराठ १४.अलगी १५.अशोक-वाटिकामे
१६.पटना-स्तोत्र १७.श्रद्धेय अमरनाथ झाक प्रति श्रद्धांजलि
१८.हिन्दी ओ मैथिली १९.बुचकुन बाबाक चिट्ठी
२०.जगमग-जगमग दीप जराऊ २१.कलकत्ता गेला उत्तर
२२.अकाल २३.कलकत्ता हमरा बड़ पसन्द २४.सलगमक खण्ड २५.बूढ़ानाथ २६.नवकी पीढ़ीसँ २७.पंडित ओ






मेम
२८.पंडित-विलाप २९.गंगाक घाटपर ३०.समयक चक्र
३१.महगी-माहात्म्य ३२.रस-निमन्त्रण ३३.अकविताक प्रति : कविताक उक्ति ३४.हम पाहुन छी ३५.अनागत प्रेयसीसँ
३६.मत्स्य-तीर्थ ३७.मिष्टान्न ३८.हे राजकमल ३९.घटक सौं ४०.पंडितजी सौं ४१.कनियाँक समस्या ४२.मुक्तक
४३.गजल ४४.मातृभूमि ४५.नारी-वन्दना ४६.हे दुलही के माय ४७.मात्रृभूमि वन्दना ४८.चन्द्रमाक मृत्यु ४९.मिथिला वन्दना ५०.कवि हे! आब कोदारि धरु ५१.महगी ५२.नव पराती ५३.चालिस आ चौहत्तरि ५४.प्रयोगवादी कविता ५५.स्व. ललित नारायण मिश्रक स्मृतिमे ५६.उद्‌गार ५७.अन्तिम सत्य ५८.मधुर भाषा मैथिली छी ५९.छगुन्ता ६०.विद्यापति पर्व महान हमर
६१.आठ संकल्प ६२.घूटर काका ६३.वनगाम-महिषी स्मृति
६४.मैथिली-वन्दना ६५.हे मातृभूमि केर माटि
६६.कहू की औ बाबू ६७.कश्मीर हमर थीक ६८.मंगल प्रभात ६९.बुचकुन बाबाक स्वप्न ७०.जय विद्यापति ७१.शुभांशसा ७२.पारिचारिका स्तोत्र ७३.मनचन बाबा
७४.एहि बेरक फगुआ ७५.परतारु जुनि ७६.हे मजूर! कष्ट लखि अहाँक (कविजी: प्रणम्य देवता) ७७.हे हे मजूर! (कविजी: प्रणम्य देवता) ७८.अबि! अनन्त कोमल करुणे! (कविजी: प्रणम्य देवता) ७९.हे वीर! हलायुध धर खड्ग(कविजी: प्रणम्य देवता) ८०.अयि! प्रचंड चंडिके! (कविजी: प्रणम्य देवता) ८१.झाँसीक रानी(कविजी: प्रणम्य देवता)
८२.हे प्रगतिशील महिला समाज(कविजी: प्रणम्य देवता)
८३.प्रिये! हम जाइत छी ओहि पार(कविजी: प्रणम्य देवता)
८४.धन्य-धन्य मातृभूमि (अयाची मिश्र : चर्चरी)
८५.धन्य ई मिथिलेशक दरबार(अयाची मिश्र : चर्चरी)
८६.हे डीह! अमर कीर्तिक निधान! (अयाची मिश्र : चर्चरी)
८७.हरिहर जन्म किएक लेल (माछक महत्व : खट्टर ककाक तरंग)
८८.केहन भेल अन्हेर(खट्टर ककाक टटका गप्प : खट्टर ककाक तरंग)

खट्टर ककाक तरंग (कथा-व्यंग्य)
कन्यादान (उपन्यास)
द्विरागमन (उपन्यास)
जीवनयात्रा (आत्मकथा)

**कन्यादानक समर्पण-** जे समाज कन्या कैं जड़ पदार्थवत् दान कय देबा मे कुंठित नहि होइत छथि, जाहि समाजक सूत्रधार लोकनि बालक कैं पढ़ैबाक पाछाँ हजारक हजार पानि मे बहबैत छथि और कन्याक हेतु चारि कैञ्चाक सिलेटो कीनब आवश्यक नहि बुझैत छथि, जाहि समाजमे बी.ए. पास पतिक जीवन-संगिनी ए




बी पर्यन्त नहि जनैत छथिन्ह, जाहि समाज कैं दाम्पत्य-जीवनक गाड़ी मे सरकसिया घोड़ाक संग निरीह बाछी कैं जोतैत कनेको ममता नहि लगैत छन्हि, ताही समाजक महारथी लोकनिक कर-कुलिश मे ई पुस्तक सविनय, सानुरोध ओ सभय समर्पित।

**प्रणम्य देवताक समर्पण-** आइ सँ सात वर्ष पूर्व जे कार्तिकी पूर्णिमाक करार पर हमरा सँ पैंच लऽ गेलाह और तहियासँ पुनः कहियो दर्शन देबाक कृपा नहि कैलन्हि, जनिक चिर-स्मरणीय कीर्ति-कलाप प्रथमे कथा मे विशद रूप सँ वर्णित छैन्ह, जे ‘‘प्रणम्य देवता’’ क मध्य सर्वश्रेष्ठ आसन पर अधिकार जमा सकैत छथि, जनिक वन्दनीय बन्धुवर्ग ई पुस्तक देखि विनु मङनहि अपन स्वत्व स्थापित कय लऽ सकैत छथि, तेहन प्रमुख चरित-नायक, विकट पाहुन भीमेन्द्रनाथ क सुदृढ़ विशाल मुष्टिमे ई विचित्र-चरित्र-पूर्ण पोथी विवशतापूर्वक अर्पित छैन्ह!

**खट्टर ककाक तरंगक समर्पण-** जे भंगक तरंगमे काव्य-शास्त्र-विनोदक धारा बहा दैत छथि; जनिक प्रवाहमे थोड़ेक कालक हेतु वेद-पुराण, धर्मशास्त्र, सभटा भसिया जाइत अछि; जे बात-बातमे अद्भुत रस ओ चमत्कारक चाशनी घोरि दैत छथि; जे मर्मस्पर्षी व्यंग्य द्वारा लोकक अन्तस्तल मे पहुँचि गुदगुदी लगा दैत छथि; तेहन चिर आनन्दमूर्ति, परिहास-प्रिय खट्टर कका कैं- त्व्दीयं वस्तु पितृव्य! तुभ्यमेव समर्पितम्।

**रंगशालाक** समर्पण- जे अक्षययौवना नटी एहि अनादि अनन्त रंगशालाक प्रवर्तिका थिकीह, जे मनोहर वीणा-वादिनी सम्पूर्ण चराचर विश्वकैं अपना आंगुरक अग्रभाग पर नचा रहल छथि, जे रहस्यमयी अपन मोहिनी लीलाक झलक देखाय ककरो स्पर्श नहि करय दैत छथिन्ह, जे कल्पनाक रंगीन पाँखि पर आबि कलाकारक कलामे रसक संचार करैत छथिन्ह, तेहन आश्चर्यकारिणी चिरसुन्दरी त्रैलोक्य-विजयिनी माया देवी कैं।

**स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र ‘‘यात्री’’ (१९११-१९९८)**

**रचना**- चित्रा (कविता संग्रह), पारो, नवतुरिआ, बलचनमा (उपन्यास)

स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र ‘‘यात्री’’ केर जन्म १९११ ई. मे अपन मामागाम सतलखामे भेलन्हि, जे हुनकर गाम तरौनीक समीपहिमे अछि। यात्री जी अपन गामक संस्कृत पाठशालामे पढ़ए लगलाह, फेर ओऽ पढ़बाक लेल वाराणसी आऽ कलकत्ता सेहो गेलाह आऽ संस्कृतमे ‘‘साहित्य आचार्य’’ केर उपाधि प्राप्त कएलन्हि। तकर बाद ओऽ कोलम्बो लग कलनिआ स्थान गेलाह पाली आऽ बुद्ध धर्मक अध्ययनक लेल। ओतए ओऽ बुद्धधर्ममे दीक्षित भए गेलाह आऽ हुनकर नाम पड़लन्हि नागार्जुन। यात्रीजी मार्क्सवादसँ प्रभावित छलाह। १९२९ ई. क अन्तिम मासमेमे मैथिली भाषामे पद्य लिखब शुरू कएलन्हि यात्री जी। १९३५ ई.सँ हिन्दीमे सेहो लिखए लगलाह। स्वामी सहजानन्द सरस्वती आऽ राहुल सांकृत्यायनक संग ओऽ किसान आन्दोलनमे संलग्न रहलाह आऽ १९३९ सँ १९४१ धरि एहि क्रममे विभिन्न जेलक यात्रा कएलन्हि। हुनकर बहुत रास रचना जे महात्मा गाँधीक मृत्युक बाद लिखल गेल छल, प्रतिबन्धित कए देल गेल। भारत-चीन युद्धमे कम्युनिस्ट पार्टी द्वारा चीनकँ देल समर्थनक बाद यात्रीजीक मतभेद कम्युनिस्ट पार्टीसँ भए गेलन्हि। जे.पी. अन्दोलनमे भाग लेबाक कारण आपात्कालमे हिनका जेलमे ठूसि देल गेल। यात्रीजी हिन्दीमे बाल साहित्य सेहो लिखलन्हि। हिन्दी आऽ मैथिलीक अतिरिक्त बांग्ला आऽ संस्कृतमे सेहो हिनकर लेखन आएल। मैथिलीक दोसर साहित्य अकादमी पुरस्कार १९६९ ई. मे यात्रीजीकँ हुनकर कविता संग्रह ‘‘पत्रहीन नग्न गाछ’’पर भेटलन्हि। १९९४ ई.मे






हिनका साहित्य अकादमीक फेलो नियुक्त कएल गेल। यात्रीजी जखन २० वर्षक छलाह तखन १२ वर्षक कान्यासँ हिनकर विवाह भेल। हिनकर पिता गोकुल मिश्र अपन समाजमे अशिक्षितक गिनतीमे छलाह, मुदा चरित्रहीन छलाह। यात्रीजीक बच्चाक स्मृति छन्हि, जे हुनकर पिता कोना हुनकर अस्वस्थ आऽ ओछाओन धेने मायपर कुरहड़ि लए मारबाक लेल उठल छलाह, जखन ओऽ बेचारी हुनकासँ अपन चरित्रहीनता छोड़बाक गुहारि कए रहल छलीह। यात्रीजी मात्र छ वर्षक छलाह जखन हुनकर माए हुनका छोड़ि प्रयाण कए गेलीह। यात्रीजीकेँ अपन पिताक ओऽ चित्र सेहो रहि-रहि सतबैत रहलन्हि जाहिमे हुनकासँ मातृवत प्रेम करएबाली हुनकर विधवा काकीक, हुनकर पिताक अवैध सन्तानक गर्भपातमे, लगभग मृत्यु भए गेल छलन्हि। के एहन पाठक होएत जे यात्रीजीक हिन्दीमे लिखल ‘‘रतिनाथ की चाची’’ पढ़बाक काल बेर-बेर नहि कानल होएताह। पिता-पुत्रक ई घमासान एहन बढ़ल जे पुत्र अपन बाल-पत्नीकेँ पिता लग छोड़ि वाराणसी प्रयाण कए गेलाह।

कर्मक फल भोगथु बूढ़ बाप
हम टा संतति, से हुनक पाप
ई जानि ह्वैन्हि जनु मनस्ताप
अनको बिसरक थिक हमर नाम
माँ मिथिले, ई अंतिम प्रणाम! (काशी/ नवंबर १९३६) काशीसँ श्रीलंका प्रयाण

‘‘कर्मक फल भोगथु बूढ़ बाप’’ ई कहि यात्रीजी अपन पिताक प्रति सभ उद्‌गार बाहर कए दैत छथि। १९४१ ई. मे यात्रीजी पत्नी, अपराजिता, लग आबि गेलथि। १९४१ ई. मे यात्रीजी दू टा मैथिली कविता लिखलन्हि- ‘‘बूढ़ वर’’ आऽ विलाप आऽ एकरा पाम्फलेट रूपमे छपबाए ट्रेनक यात्री लोकनिकेँ बेचलन्हि।जीविकाक ताकिमे सौँसे भारत दुनू प्राणी घुमलाह। पत्नीक जोर देलापर बीच-बीचमे तरौनी सेहो घुमि कए आबथि। आऽ फेर अएल १९४९ ई. अपना संग लेने यात्रीजीक पहिल मैथिली कविता-संग्रह ‘‘चित्रा’’। १९५२ ई. धरि पत्नी संगमे घुमैत रहलथिन्ह, फेर तरौनीमे रहए लगलीह। यात्रीजी बीच- बीचमे आबथि। अपराजितासँ यात्रीजीकेँ छह टा सन्तान भेलन्हि, आऽ सभक सभ भार ओऽ अपना कान्हपर लेने रहलीह। यात्रीजी दमासँ परेशान रहैत छलथि।

हम जखन दरभंगामे पढ़ैत रही तँ यात्रीजी ख्वाजा सरायमे रहैत छलाह। हमरा मोन अछि जे मैथिलीक कोनो कार्यक्रममे यात्रीजी आएल छलाह आऽ कम्युनिस्ट पार्टीबला सभ एजेन्डा छीनि लेने छल। अगिले दिन यात्रीजी अपनाकेँ ओहि धोधा-धोखीमे गेल सभाक कार्यवाहीसँ हटा लेलन्हि। एमर्जेन्सीमे जेल गेलाह तँ आर.एस.एस. केर कार्यकर्ता लोकनिसँ जेलमे भैँट भेलन्हि। आऽ जे.पी.क सम्पूर्ण क्रान्तिक विरुद्ध सेहो जेलसँ बाहर अएलाक बाद लिखलन्हि यात्रीजी। यात्रीजी मैथिलीमे बैद्यनाथ मिश्र ‘‘यात्री’’ आऽ हिन्दीमे नागार्जुन केर नामसँ रचना लिखलन्हि।

‘‘पृथ्वी ते पात्रं’’ १९५४ ई. मे ‘‘वैदेही’’मे प्रकाशित भेल छल, हमरा सभक मैट्रिकक सिलेबसमे छल। यात्रीजी लिखैत छथि-

‘‘आन पाबनि तिहार तँ जे से। मुदा नबान निर्भूमि परिवारकेँ देखार कए दैत छैक। से कातिक अबैत देरी अपराजिता देवीक घोघ लटकि जाइन्हि। कचोटेँ पपनियो नहि उठा होइन्ह ककरो दिश! बेसाहल अन्नसँ कतउ नबान भेलइए’’?




आऽ अन्तमे यात्रीजीक संस्कृत पद्य:-
वासन्ती कनकप्रभा प्रगुणिता
पीतारुर्णेः पल्लवैः
हेमाम्भोजविलासविभ्रमरता
दूरे द्विरेफाः स्ता
यैशसण्डलकेलिकानन कथा
विस्मरिता भूतले
छायाविभ्रमतारतम्यतरलाः
तेऽमी ''चिनार'' द्रुमाः॥
बसंतक स्वर्णिम आभा द्विगुणित भऽ गेल अछि पीयर-लाल कोपड़सँ। स्वर्णकाल भ्रममे भौरा सभ एकरासँ दूर-दूर रहैत अछि। नन्दनवनक विहार जे पृथ्वीपर बिसारि दैत छथि, छाह झिलमिल घटैत-बढ़ैत जिनक डोलब अछि चंचल आ तरल। ओही चिनारकँ हम देखने छी अडिग भेल ठाढ़।

**श्री आरसी प्रसाद सिंह** (१९११-१९९६), एरौत, समस्तीपुर। मैथिली आऽ हिन्दीक गीतकार। मैथिलीमे माटिक दीप, पूजाक फूल, सूर्यमुखी प्रकाशित। सूर्यमुखीपर १९८४क साहित्य अकादमी पुरस्कार।

**स्व. राजकमल (मणीन्द्र नारायण चौधरी) (१९२९-१९६७)**, महिषी, सहरसा। रचना:- आदि कथा, आन्दोलन, पाथर फूल (उपन्यास), स्वरगंधा (कविता संग्रह), ललका पाग (कथा संग्रह), कथा पराग (कथा संग्रह सम्पादन)। हिन्दीमे अनेक उपन्यास, कविताक रचना, चौरङ्गी (बङला उपन्यासक हिन्दी रूपान्तर) अत्यन्त प्रसिद्ध। मिथिलांचलक मध्य वर्गक आर्थिक एवं सामाजिक संघर्षमे बाधक सभ तरहक संस्कार पर प्रहार करब हिनक वैशिष्ट्य रहलन्हि अछि। कथा, कविता, उपन्यास सभ विधामे ई नवीन विचार धाराक छाप छोड़ि गेल छथि।

**स्व. श्री गोपालजी झा ''गोपेश''** क जन्म मधुबनी जिलाक मेहथ गाममे १९३१ ई.मे भेलन्हि। गोपेशजी बिहार सरकारक राजभाषा विभागसँ सेवानिवृत्त भेल छलाह। गोपेशजी कविता, एकांकी आऽ लघुकथा लिखबामे अभिरुचि छलन्हि। ई विभिन्न विधामे रचन कए मैथिलीक सेवा कएलन्हि। हिनकर रचित चारि गोट कविता संग्रह ''सोन दाइक चिट्ठी'', ''गुम भेल ठाढ़ छी'', ''एलबम'' आऽ ''आब कहू मन केहन लगैए'' प्रकाशित भेल जाहिमे सोनदाइक चिट्ठी बेश लोकप्रिय भेल। वस्तुस्थितिक यथावत् वर्णन करब हिनक काव्य-रचनाक विशेषता छन्हि।

**मायानन्द मिश्र**क हिनक जन्म १७ अगस्त १९३४ ई. कँ सुपौल जिलाक बनैनियाँ गाममे भेलनि। तत्कालीन बनैनियाँ कोसीक प्रकोपसँ उजड़ि गेल। फलतः हिनक आरम्भिक शिक्षा अपन मामा स्व. रामकृष्ण झा ''किसुन'' क सान्निध्यमे सुपौलसँ भेलनि। उच्च शिक्षाक हेतु ई दरभंगा चलि गेलाह आऽ ओतएसँ बी.ए. कएल। पश्चात् बिहार विश्वविद्यालय मुजफ्फरपुरसँ हिन्दी एवं मैथिलीमे एम.ए. कएलनि। १९५६ ई. मे आकाशवाणी पटनामे मैथिली कार्यक्रमक लेल नियुक्त भेलाह। एहि अवधिमे मायानन्द बाबू १० गोट रेडियो






नाटक लिखलनि जे अत्यन्त प्रशंसनीय रहल। १९६१ ई.मे ओऽ व्याख्याता, मैथिली विभाग, सहरसा कॉलेज सहरसा, पदपर नियुक्त कएल गेलाह, जतए ई विश्वविद्यालय आचार्य एवं मैथिली विभागाध्यक्षक पदकेँ सुशोभित कएल तथा एक सफल शिक्षकक रूपमे अगस्त १९९४ मे एही विभागसँ अवकाश ग्रहण कएलनि।

पहिने मायानन्द जी कविता लिखलन्हि,पछाति जा कय हिनक प्रतिभा आलोचनात्मक निबंध, उपन्यास आ' कथामे सेहो प्रकट भेलन्हि। भाङ्क लोटा, आगि मोम आ' पाथर आओर चन्द्र-बिन्दु- हिनकर कथा संग्रह सभ छन्हि। बिहाड़ि पात पाथर , मंत्र-पुत्र ,खोता आ' चिडै आ' सूर्यास्त हिनकर उपन्यास सभ अछि॥ दिशांतर हिनकर कविता संग्रह अछि। एकर अतिरिक्त सोने की नैय्या माटी के लोग, प्रथमं शैल पुत्री च,मंत्रपुत्र, पुरोहित आ' स्त्री-धन हिनकर हिन्दीक कृति अछि। मंत्रपुत्र हिन्दी आ' मैथिली दुनू भाषामे प्रकाशित भेल आ' एकर मैथिली संस्करणक हेतु हिनका साहित्य अकादमी पुरस्कारसँ सम्मानित कएल गेलन्हि। श्री मायानन्द मिश्र प्रबोध सम्मानसँ सेहो पुरस्कृत छथि। पहिने मायानन्द जी कोमल पदावलीक रचना करैत छलाह , पाछाँ जा' कय प्रयोगवादी कविता सभ सेहो रचलन्हि।

हुनकर ऐतिहासिक निबन्ध संग्रह ''भारतीय परम्पराक भूमिका'' प्रेसमे अछि।ओऽ अपन योगदान मैथिली पत्रकारितामे मैथिली पत्रिका ''अभिव्यञ्जना'' निकालि आऽ सम्पादित कए देलन्हि। हुनका ''मैथिली मंचक राजकुमार'' आऽ मैथिली मंचक सम्राट''क उपाधि प्राप्त छन्हि। हुनकर मैथिली आन्दोलनपर लिखल पोथी ''अकथ कथा'' प्रकाशित भए रहल अछि।

ओऽ हिन्दीमे उपन्यास आऽ कथा सेहो लिखलन्हि। ''माटी के लोग सोने की नैय्या'' मे ओऽ कोसी क्षेत्रक नाविकक जीवन-संघर्षकेँ चित्रित करैत छथि। ओऽ प्राचीन भारतपर उपन्यासक शृंखला लिखने छथि। ओहि श्रेणीमे प्रथम अछि ''प्रथमं शैलपुत्री च'' जे २०००० ई.पू.सँ १८०० ई.पू. क सभ्यताक सामाजिक, आर्थिक आऽ सांस्कृतिक स्वरूप देखबैत अछि। हुनकर गहन शोधक बाद लिखल किछु ऐतिहासिक निबन्ध ''प्राचीन भारत में पुरुओत्तर'' भारतीय इतिहास परिषद, नई दिल्ली द्वारा प्रकाशित कएल जाऽ रहल अछि।

**डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन'** (१९३८- )- ग्राम+पोस्ट- हसनपुर, जिला-समस्तीपुर। पिता स्व. वीरेन्द्र नारायण सिँह, माता स्व. रामकली देवी। जन्मतिथि- २० जनवरी १९३८. एम.ए., डिप.एड., विद्या-वारिधि(डि.लिट)। सेवाक्रम: नेपाल आऽ भारतमे प्राध्यापन। १.म.मो.कॉलेज, विराटनगर, नेपाल, १९६३-७३ ई.। २. प्रधानाचार्य, रा.प्र. सिंह कॉलेज, महनार (वैशाली), १९७३-९१ ई.। ३. महाविद्यालय निरीक्षक, बी.आर. अम्बेडकर बिहार विश्वविद्यालय, मुजफ्फरपुर, १९९१-९८.

मैथिलीक अतिरिक्त नेपाली अंग्रेजी आऽ हिन्दीक ज्ञाता।

मैथिलीमे १.नेपालक मैथिली साहित्यक इतिहास(विराटनगर,१९७२ई.), २.ब्रह्मग्राम(रिपोर्ताज दरभंगा १९७२ ई.), ३.'मैथिली' त्रैमासिकक सम्पादन (विराटनगर,नेपाल १९७०-७३ई.), ४.मैथिलीक नेनागीत (पटना, १९८८ ई.), ५.नेपालक आधुनिक मैथिली साहित्य (पटना, १९९८ ई.), ६. प्रेमचन्द चयनित कथा, भाग- १ आऽ २ (अनुवाद), ७. वाल्मीकिक देशमे (महनार, २००५ ई.)।

प्रकाशनाधीन: ''विदापत'' (लोकधर्मी नाट्य) एवं ''मिथिलाक लोकसंस्कृति''।

भूमिका लेखन: १. नेपालक शिलोत्कीर्ण मैथिली गीत (डॉ रामदेव झा), २.धर्मराज युधिष्ठिर (महाकाव्य प्रो. लक्ष्मण शास्त्री), ३.अनंग कुसुमा (महाकाव्य डॉ मणिपद्म), ४.जट-जटिन/ सामा-चकेबा/ अनिल पतंग), ५.जट-जटिन (रामभरोस कापड़ि भ्रमर)।






अकादमिक अवदान: परामर्शी, साहित्य अकादमी, दिल्ली। कार्यकारिणी सदस्य, भारतीय नृत्य कला मन्दिर, पटना। सदस्य, भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर। भारतीय ज्ञानपीठ, दिल्ली। कार्यकारिणी सदस्य, जनकपुर ललित कला प्रतिष्ठान, जनकपुरधाम, नेपाल।

सम्मान: मौन जीकेँ साहित्य अकादमी अनुवाद पुरस्कार, २००४ ई., मिथिला विभूति सम्मान, दरभंगा, रेणु सम्मान, विराटनगर, नेपाल, मैथिली इतिहास सम्मान, वीरगंज, नेपाल, लोक-संस्कृति सम्मान, जनकपुरधाम,नेपाल, सलहेस शिखर सम्मान, सिरहा नेपाल, पूर्वोत्तर मैथिल सम्मान, गौहाटी, सरहपाद शिखर सम्मान, रानी, बेगूसराय आऽ चेतना समिति, पटनाक सम्मान भेटल छन्हि।

राष्ट्रीय-अंतर्राष्ट्रीय संगोष्ठीमे सहभागिता- इम्फाल (मणिपुर), गोहाटी (असम), कोलकाता (प. बंगाल), भोपाल (मध्यप्रदेश), आगरा (उ.प्र.), भागलपुर, हजारीबाग, (झारखण्ड), सहरसा, मधुबनी, दरभंगा, मुजफ्फरपुर, वैशाली, पटना, काठमाण्डू (नेपाल), जनकपुर (नेपाल)।

मीडिया: भारत एवं नेपालक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे सहस्राधिक रचना प्रकाशित। आकाशवाणी एवं दूरदर्शनसँ प्रायः साठ-सत्तर वार्तादि प्रसारित।

अप्रकाशित कृति सभ: १. मिथिलाक लोकसंस्कृति, २. बिहरैत बनजारा मन (रिपोर्ताज), ३.मैथिलीक गाथा-नायक, ४.कथा-लघु-कथा, ५.शोध-बोध (अनुसन्धान परक आलेख)।

व्यक्तित्व-कृतित्व मूल्यांकन: प्रो. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन: साधना और साहित्य, सम्पादक डॉ.रामप्रवेश सिंह, डॉ. शेखर शंकर (मुजफ्फरपुर, १९९८ई.)।

चर्चित हिन्दी पुस्तक सभ: थारू लोकगीत (१९६८ ई.), सुनसरी (रिपोर्ताज, १९७७), बिहार के बौद्ध संदर्भ (१९९२), हमारे लोक देवी-देवता (१९९९ ई.), बिहार की जैन संस्कृति (२००४ ई.), मेरे रेडियो नाटक (१९९१ ई.), सम्पादित- बुद्ध, विदेह और मिथिला (१९८५), बुद्ध और विहार (१९८४ ई.), बुद्ध और अम्बपाली (१९८७ ई.), राजा सलहेस: साहित्य और संस्कृति (२००२ ई.), मिथिला की लोक संस्कृति (२००६ ई.)।

वर्तमानमे मौनजी अपन गाममे साहित्य शोध आऽ रचनामे लीन छथि।

**डॉ. प्रेमशंकर सिंह** (१९४२- ) ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा। मैथिलीक वरिष्ठ सृजनशील, मननशील आऽ अध्ययनशील प्रतिभाक धनी साहित्य-चिन्तक, दिशा-बोधक, समालोचक, नाटक ओ रंगमंचक निष्णात गवेषक, मैथिली गद्यकेँ नव-स्वरूप देनिहार, कुशल अनुवादक, प्रवीण सम्पादक, मैथिली, हिन्दी, संस्कृत साहित्यक प्रखर विद्वान् तथा बाङला एवं अंग्रेजी साहित्यक अध्ययन-अन्वेषणमे निरत प्रोफेसर डॉ. प्रेमशंकर सिंह ( २० जनवरी १९४२ )क विलक्षण लेखनीसँ एकपर एक अक्षय कृति भेल अछि निःसृत। हिनक बहुमूल्य गवेषणात्मक, मौलिक, अनूदित आऽ सम्पादित कृति रहल अछि अविरल चर्चित-अर्चित। ओऽ अदम्य उत्साह, धैर्य, लगन आऽ संघर्ष कऽ तन्मयताक संग मैथिलीक बहुमूल्य धरोरादिक अन्वेषण कऽ देलनि पुस्तकाकार रूप। हिनक अन्वेषण पूर्ण ग्रन्थ आऽ प्रबन्धकार आलेखादि व्यापक, चिन्तन, मनन, मैथिल संस्कृतिक आऽ परम्पराक थिक धरोहर। हिनक सृजनशीलतासँ अनुप्राणित भऽ चेतना समिति, पटना मिथिला विभूति सम्मान (ताम्र-पत्र) एवं मिथिला-दर्पण, मुम्बई वरिष्ठ लेखक सम्मानसँ कयलक अछि अलंकृत। सम्प्रति चारि दशक धरि भागलपुर विश्वविद्यालयक प्रोफेसर एवं मैथिली विभागाध्यक्षक गरिमापूर्ण पदसँ अवकाशोपरान्त

